# 'विदेह' ५५ म अंक ०१ अप्रैल २०१० (वर्ष ३ मास २८ अंक ५५) 

वि दे ह *विदेह Videha* *বিদেহ* ***http://www.videha.co.in*** *विदेह प्रथम मैथिली पाक्षिक ई पत्रिका Videha Ist Maithili Fortnightly e Magazine* विदेह प्रथम मैथिली पाक्षिक ई पत्रिका *नव अंक देखबाक लेल पृष्ठ सभकेँ रिफ्रेश कए देखू।* Always refresh the pages for viewing new issue of VIDEHA. Read in your own scriptRoman(Eng)Gujarati Bangla Oriya Gurmukhi Telugu Tamil Kannada Malayalam Hindi

*एहि अंकमे अछि:-*



२.५.प्रेमशंकर सिंह: चेतना समिति ओ नाट्यमंच

२.६.१. प्रकाश चन्द्र -नेशनल स्कूल ऑफ ड्रामा -विश्व रंगमंच दिवस : 27 मार्च २.बिपिन झा-भारत-नेपाल आओर मिथिलांचल

२.७.डॉ.शेफालिका वर्मा-प्रतिवादक स्वर

२.८.सत्यानंदपाठक-कथा- स्वान विमर्श

३. पद्य

३.१. 

कालीकांत झा "बुच" 1934-2009- आगाँ

३.२.सत्येन्द्र कुमार झा-पाँच लघु कविता





३.३.शिव कुमार झा-किछु पद्य

३.४.जय प्रकाश मंडल

३.५.गंगेश गुंजन:अपन-अपन राधा २१म खेप

-

३.६.राजदेव मंडल दूटा कविता

*४. बालानां कृते-.* *जगदीश प्रसाद मंडल-किछु प्रेरक कथा*

**५. भाषापाक रचना-लेखन** -[मानक मैथिली], [विदेहक मैथिली-अंग्रेजी आ अंग्रेजी मैथिली कोष (इंटरनेटपर पहिल बेर सर्च-डिक्शनरी) एम.एस. एस.क्यू.एल. सर्वर आधारित -Based on ms-sql server Maithili-English and English-Maithili Dictionary.]

6.VIDEHA FOR NON RESIDENTS

   



6.1.NAAGPHAANS-PART_V-Maithili novel written by Dr.Shefalika Verma-Translated by  Dr.Rajiv Kumar Verma and  Dr.Jaya Verma, Associate Professors, Delhi University, Delhi

6.2.Original Poem in Maithili by Gajendra Thakur Translated into English by Lucy Gracy of New York.-**Leaning towards the truth with own knowledge**

-

विदेह ई-पत्रिकाक सभटा पुरान अंक ( ब्रेल, तिरहुता आ देवनागरी मे ) पी.डी.एफ. डाउनलोडक लेल नीचाँक लिंकपर उपलब्ध अछि। All the old issues of Videha e journal ( in Braille, Tirhuta and Devanagari versions ) are available for pdf download at the following link.

विदेह ई-पत्रिकाक सभटा पुरान अंक ब्रेल, तिरहुता आ देवनागरी रूपमे

Videha e journal's all old issues in Braille Tirhuta and Devanagari versions

विदेह आर.एस.एस.फीड।

"विदेह" ई-पत्रिका ई-पत्रसँ प्राप्त करू।

अपन मित्रकेँ विदेहक विषयमे सूचित करू।

↑ विदेह आर.एस.एस.फीड एनीमेटरकेँ अपन साइट/ ब्लॉगपर लगाऊ।

ब्लॉग "लेआउट" पर "एड गाडजेट" मे "फीड" सेलेक्ट कए "फीड यू.आर.एल." मे http://www.videha.co.in/index.xml टाइप केलासँ सेहो विदेह फीड प्राप्त कए सकैत छी। गूगल रीडरमे पढ़बा लेल http://reader.google.com/ पर जा कऽ Add a Subscription बटन क्लिक करू आ खाली स्थानमे http://www.videha.co.in/index.xml पेस्ट करू आ Add बटन दबाऊ।

मैथिली देवनागरी वा मिथिलाक्षरमे नहि देखि/ लिखि पाबि रहल छी, (cannot see/write Maithili in Devanagari/ Mithilakshara follow links below or contact at ggajendra@videha.com) तँ एहि हेतु नीचाँक लिंक सभ पर जाऊ। संगहि विदेहक स्तंभ मैथिली भाषापाक/ रचना लेखनक नव-पुरान अंक पढ़ू।

http://devanaagarii.net/

http://kaulonline.com/uninagari/ (एतए बॉक्समे ऑनलाइन देवनागरी टाइप करू, बॉक्ससँ कॉपी करू आ वर्ड डॉक्युमेन्टमे पेस्ट कए वर्ड फाइलकेँ सेव करू। विशेष जानकारीक लेल ggajendra@videha.com पर सम्पर्क करू।)(Use Firefox 3.0 (from WWW.MOZILLA.COM )/ Opera/ Safari/ Internet Explorer 8.0/ Flock 2.0/ Google Chrome for best view of 'Videha' Maithili e-journal at http://www.videha.co.in/ .)

Go to the link below for download of old issues of VIDEHA Maithili e magazine in .pdf format and Maithili Audio/ Video/ Book/ paintings/ photo files. विदेहक पुरान अंक आ ऑडियो/ वीडियो/ पोथी/ चित्रकला/ फोटो सभक फाइल सभ (उच्चारण, बड़ सुख सार आ दूर्वाक्षत मंत्र सहित) डाउनलोड करबाक हेतु नीचाँक लिंक पर जाऊ।

VIDEHA ARCHIVE विदेह आर्काइव



भारतीय डाक विभाग द्वारा जारी कवि, नाटककार आ धर्मशास्त्री विद्यापतिक स्टाम्प। भारत आ नेपालक माटिमे पसरल मिथिलाक धरती प्राचीन कालहिसँ महान पुरुष ओ महिला लोकनिक कर्मभूमि रहल अछि। मिथिलाक महान पुरुष ओ महिला लोकनिक चित्र 'मिथिला रत्न' मे देखू।



गौरी-शंकरक पालवंश कालक मूर्त्ति, एहिमे मिथिलाक्षरमे (१२०० वर्ष पूर्वक) अभिलेख अंकित अछि। मिथिलाक भारत आ नेपालक माटिमे पसरल एहि तरहक अन्यान्य प्राचीन आ नव स्थापत्य, चित्र, अभिलेख आ मूर्त्तिकलाक़ हेतु देखू 'मिथिलाक खोज'

मिथिला, मैथिल आ मैथिलीसँ सम्बन्धित सूचना, सम्पर्क, अन्वेषण संगहि विदेहक सर्च-इंजन आ न्यूज सर्विस आ मिथिला, मैथिल आ मैथिलीसँ सम्बन्धित वेबसाइट सभक समग्र संकलनक लेल देखू "विदेह सूचना संपर्क अन्वेषण"

विदेह जालवृत्तक डिसकसन फोरमपर जाऊ।

"मैथिल आर मिथिला" (मैथिलीक सभसँ लोकप्रिय जालवृत्त) पर जाऊ।

# १. संपादकीय

**मैथिली गजल शास्त्र**

गजलक उत्पत्ति अरबी साहित्यसँ मानल जा सकैत अछि मुदा ओतए ई ***अरकान*** माने कोनो उत्तेजक घटनाक वर्णन विशेषक रूपमे छल। मुदा गजल जे एहि अरकान सभक समुच्चय अछि से फारसीक छी। फेर ओतएसँ गजल उर्दू-हिन्दी आ आब मैथिलीमे आएल अछि।

मायानन्द मिश्र मैथिली गजलकेँ ***गीतल*** कहलन्हि, मुदा हम एतए ओकरा गजले कहब आ अरबी फारसीक छन्द-शास्त्रक किछु शब्दावलीक प्रयोग करब। से मैथिली गजल शास्त्रक शब्दावली भेल ***अरूज*** ।

**बहर**: उन्नैस टा अरबी बहर होइत अछि। एतेक बहर मोन रखबाक आवश्यकता नहि। किएक तँ बहर माने थाट, राग-रागिनी। एहि उन्नैसटा अरबी बहरक बदला मैथिली लेल नीचाँमे भारतीय संगीत (स्रोत स्व. श्री रामाश्रय झा रामरंग) दऽ रहल छी। आ किएक तँ देवनागरी आ मिथिलाक्षरमे जे बाजल जाइत अछि सएह लिखल जाइत अछि (ह्रस्व इ सेहो मैथिलीमे अपवाद नहि अछि) से ह्रस्व आ दीर्घ स्वरकेँ गनबाक विधि मैथिलीमे भिन्न अछि, सेहो एतए देल जाएत। जाहि बहरमे शेरमे आठ (माने शेरक दुनू मिसरामे चारि-चारि) *अरकान* हुअए से भेल ***मसम्मन*** आ जाहि बहरमे शेरमे छह (माने शेरक दुनू मिसरामे तीन-तीन) *अरकान* हुअए से भेल ***मुसद्दस*** । एतए मैथिलीमे विभक्ति सटा कऽ लिखबाक वैज्ञानिक आधार फेर सिद्ध होइत अछि कारण गजलमे जे विभक्ति हटाइयो कऽ लिखब तैयो अरकान गनबा काल तेना कऽ गानए पड़त जेना विभक्ति सटल हुअए, विभक्ति लेल अलगसँ गणना नहि भेटत।

जाहि बहरमे एक्केटा *रुक्न* हुअए से भेल ***मफरिद*** बहर आ जाहिमे एकटा सँ बेशी रुक्न हुअए (**रुक्न**क बहुवचन **अराकान**) से भेल ***मुरक्कब*** बहर।

दूटा अराकान पुनः आबए तँ ओकरा ***बहरे-शिकस्ता*** कहल जाएत।

**मिसरा** आ **शेर**: मैथिली गजलमे दू पाँतीक दोहा जे कोनो उत्तेजक घटनाक विशेष वर्णन करैत अछि तकरा *मिसरा* वा *शेर* कहै छी। दुनू पाँती एकट्ठे भेल शेर आ ओहि दुनू पाँतीकेँ असगरे मिसरा कहब। मतलाक दुनू मिसरामे एकरंग ***काफिया*** माने तुकबन्दी होएत।

**ऊला** आ **सानी**: शेरक पहिल मिसरा *ऊला* आ दोसर मिसरा *सानी* भेल। दू मिसरासँ *मतला* आ दू पाँतीसँ *दोहा* बनल।

**अरकान (रुक्न) आ जिहाफ**: आठ टा ***अरकान*** (एकवचन ***रुक्न***) सँ उन्नैस टा बहर बहराइत अछि। से *अरकान* मूल राग अछि आ *बहर* भेल वर्णनात्मक राग। *अरकान्क* छारन भेल ***जिहाफ*** । जेना वरेण्यम् सँ वरेणियम्।

**तकतीअ**: दू पाँतीक कोनो उत्तेजक घटनाक विशेष वर्णन करैत दोहा जे *मिसरा* वा *शेर* अछि आ कएक टा मिसरा वा शेर मिलि कऽ गजल बनैत अछि, तकर शल्य चिकित्सा लेल ***तकतीअ*** अछि। से मिसरा कोन राग-रागिनीमे अछि तकर ***तकतीअ***सँ *बहर* ज्ञात होइत अछि ।

**काफिया** आ **रदीफ**: तुकान्त ***काफिया*** आ ओकर बादक शब्दकेँ ***रदीफ*** कहैत छिऐ। काफिया बदलत मुदा रदीफ नञि बदलत।

**मतला** (आरम्भ) **आ मकता** (अन्त): गजलमे पहिल शेर *मतला* आ आखिरी शेर *मकता* भेल। *मतलाक* दुनू मिसरामे तुक एकरंग मुदा *मकता*मे कवि अपन नाम दै छथि। मकताक कखनो काल लोप रहत, एकरा सन्दर्भसँ बुझब थिक मुदा मतलाक रहब अनिवार्य।

**पञ्जीपर किछु तथ्य**

मालद्वार पंचप्रवर- करमहे नरुआर वत्सगोत्री, राजा रामलोचन चौधरी-मालद्वार- २५०० वर्ष पूर्व- राजा दुर्गा प्रसाद चौधरी-

-राजा बुद्धिनाथ चौधरी(मालद्वार)-कुमार वैद्यनाथ चौधरी

- छत्रनाथ चौधरी (दुर्गागंज)-टंकनाअथ चौधरी-कर्मनाथ/ शेषनाथ/ रुद्रनाथ

एक छलि महारानी- डॉ. मदनेश्वर मिश्र

सुरगणे लौआम- गोत्र पराशर

लौआम गाम मूलतः बसैठीसँ पूर्णियाँक बीचमे- आब नहि छैक।

तिलैबार मूलक शाण्डिल्य गोत्री

बनैली गाम- अगरू राय- हिनकर जमाए सुरगणे लौआम मूलक प्राणपति- हिनक बालक समर झा

१५७५-१६२५ (लगभग १६म शताब्दी), दिल्ली सल्तनतसँ जमीन्दारी किनलन्हि आ समर चौधरी भऽ गेलाह, महाराज भऽ गेलाह।

लौआमक दू शाखा

-महाराज कृष्णदेव (पहसरा बसैटी)

-महाराज भगीरथ- सौरिया (कटिहार-सोनालीक बीचमे)- एकटा स्थान दण्डखोड़- एतए अपराधीकेँ सजा देल जाइत छल (सौरिया शाखा द्वारा)।

पाँच वंश बाद पहसरा बसैटी- कृष्णदेव-देवनारायण-वीरनारायण-रामचन्द्र नारायण (जॉन बुकानन पूर्णियाँ गजेटियरमे हुनकर वर्णन किंग ऑफ पूर्णियाँक रूपमे कएने छथि)- इन्द्रनारायण (बिना

सन्तान) रानी इन्द्रावती(सासुरक नाम- असल नाम लीलावती) हिनकर मृत्युतिथि १५-११-१८०३ मृत्युस्थान पूर्णियाँ, समए- मध्याह्न काल, श्राद्ध खर्चक हेतु पूर्णियाँ जजसँ प्राप्ति- रु.५०००/- माँग रु.१५,६७०/-( बोर्ड ऑफ रेवेन्यु, फोर्ट विलियममे २९.११.१८०३ ई. केँ कार्यवाही)। इन्द्रनारायणक समकालीन सौरिया दिश राजा राजेन्द्रनारायण आ राजा महेन्द्रनारायण। महाराज इन्द्रनारायणक मृत्यु १७७६ ई. मे, तकर बाद २७ बर्ख धरि रानी इन्द्रावती राज कएलन्हि।

राज बनैली- रामनगर/ श्रीनगर/ गढ़बनैली/ सुल्तानगंज/ चंपानगर।

श्यामा मन्दिर बनारसमे संस्कृत पढ़बाक वृत्ति- रानी चन्द्रावती- कोइलख (राजा पद्मानन्द सिंह, पुतोहु-कुमार चन्द्रानन्द सिंहक पत्नी)- रामनगर।

विशेश्वर झा बैगनी नवादासँ पहसरा नोकरी करबा लेल अएलाह। हिनकर बेटा दीवान देवानन्द फेर चातुर्धरिक मनसबदार परमानन्द- संध्यागायत्रीसँ लोप बनैली समर सिंहकेँ मानि लेलन्हि। दुलार चौधरी/ फेर सिंह (बनैली राज), बुकानन हिनका चौधरी कहि सम्बोधित करैत छथि, मात्र एक बेर सिंह कहै छथि।

१६८०-१७०० ई.-दरभंगा राज, कन्दर्पीघाटक लड़ाई, राजा नरेन्द्र सिंह- दिल्ली सल्तनत आ जनताक बीचमे, बागमती तटपर समस्तीपुर ब्रह्महत्याक आरोपी नरेन्द्र सिंहकेँ बारि ब्राह्मण सभ पूर्णियाँ सुरगणे लौआम महाराज समर सिंह सन्तति महाराज नरनारायण, पहसरा बसैटी (कोशीक पूर्व)- फारबिसगंजसँ दण्डखोड़ा कटिहार तक बसाओल गेलाह। फेर माधव सिंहक समएमे दरभंगा आपस भेलाह।

खुद्दी झा/ परमेश्वर झाकेँ आशुतोष मुखर्जीक समए दरमाहा राज बनैली देलकैक।

पञ्जीमे दरभंगा राजक विरुद्- विविध विरुदावली विराजमान् मानोन्नतमान् प्रतिज्ञापदर्योधिक परशुराम समस्त प्रक्रिया विराजमान् नृपराज महोग्रप्रताप मिथिलाङ्कार महाराजाधिराज माधव सिंह बहादुर कामेश्वर सिंह।

धकजरीक नवलक्षाधिपति लक्ष्मीपति मिश्र कोदरिये मूल शाण्डिल्य पाञ्जि भेटि गेलन्हि, रमेश्वर सिंहकेँ १ १/२ लाख टाकाक चन्दा देलन्हि, पिण्डारुछक चौधरी सभकेँ सेहो पाँजि भेटलन्हि (नित्यानन्द चौधरी)।

गुणाकर झा हरसिंहदेवक समकालीन ई.१३२६ ततैल ग्राम- १० खाढ़ी पाछाँ ककरौड़ गाम- जिला मधुबनी रघुदेव झा- आनन्द झा- देवानन्द प्रसिद्ध छोटी झा दरभंगा नरेश माधव सिंहक (शाखा पुस्तकक प्रणयन आदेश) समकालीन १६५० ई.क आसपास- मित्रानन्द प्रसिद्ध झोंटी झा- गोपीनाथ झा प्रसिद्ध होरिल झा- हरखानन्द प्रसिद्ध हरखी झा- एखसँ १५९ वर्ख पूर्क दिनकर टिपणी (जन्म) रसाढ़ पूर्णियाँ बनमनखी लग- श्री भोलानाथ प्रसिद्ध भिखिया झा- श्री मोदानन्द झा- पञ्जीकार विद्यानन्द झा प्रसिद्ध मोहनजी- मूल पडुआ(पण्डुआ) महिन्द्रपुर, गोत्र काश्यप त्रिप्रवर।

खाँ- कुजिलवार उल्लू- कात्यायन गोत्र

उतेढ़- सिद्धांत लिखबाक पहिने वर ओ कन्या पक्षक अधिकार ताकल जाइत छैक आ ई मात्र मूलक आधारपर बनाओल जाइत अछि आ समगोत्री विवाह नहि होअए ताहि लेल गोत्र आ प्रवर सेहो देखल जाइत अछि। मूलसँ गोत्र सामान्यतः पता चलि जाइत अछि, किछु अपवादो छैक। जेना ब्रह्मपुरा मूल- काश्यप/ गौतम/ वत्स/ वशिष्ठ (सात टा), करमहा- शाण्डिल्य (गौल शाखा)/ बाकी सभ वत्सगोत्री, दुनु करमहामे विवाह संभव।

चन्दा झा- माण्डर रजौरा

रामोऽवेत्ति नलोऽवेत्ति वेत्ति राजा पुरुरवा।

अलर्कस्य धनं प्राप्य नान्यदेवोनृप भविष्यति॥

नान्यदेव घोड़ापर चढ़ल हकासल-पियासल अएलाह, गाछतरमे घोड़ा बान्हलन्हि, घोड़ा लेल खाद्य छीलए लगलाह तँ फन काढ़ि साँप नाग आएल, किछु लिखल जे नान्यदेव मिथिलाक भाषा नहि

पढ़ि सकलाह। कामेश्वर ठाकुर जे गाममे रहथि पढ़ि बतओलन्हि जे अहाँ मिथिला राजा नान्यदेव छी।

कामेश्वर ठाकुर संतति चण्डेश्वरकेँ हरसिंहदेव राज लिखितमे सौंपि पलाएन कएल। चण्डेश्वरक पाछाँ सिपाही आएल। एकरापर जल फेंकि ठाढ़ भऽ गेल, दोसर खेहारलक, ओकरापर जल फेकलन्हि ओ आन्हर भऽ गेल (अन्हरा ठाढ़ी)।

वर्षकृत्य- अयलीह बिहुला देलन्हि पसारि,

गेलीह सामा लेलन्हि ओसारि।

पञ्जी- अधिकारक नियमावली- पञ्जी अयाची मिश्रक पौत्र ढाका कवि- ढाकामे जागीर भेटलन्हि। हल्ली झा तांत्रिक आ शिव कुमार शास्त्रीक बीच शास्त्रार्थ- प्रत्याहार वाक तंत्र द्वारा हल्ली शिवकुमार शास्त्रीक वाक् बन्न कए देलन्हि।

तस्कर केशव, मंगरौनी नरौने सुल्हनी- पराशर गोत्र माण्डर सिहौल मूलक काश्यप गोत्री खगनाथ झा- गाम जमसम। महाराज लक्ष्मीश्वर सिंह लेल लड़की निहुछल गेल, गाममे पोखरि खुनाओल, मन्दिर बनल जे राजा दोसराक मन्दिरमे कोना पूजा करताह। केशव झा लड़कीकेँ लए गाम आबि गेलाह। धोती रंगाइत छल। पता केनिहार जे आएल तकरा पकड़ि कन्यादान करबाओल। तकर बाद राजा की करताह, पञ्जीकारकेँ बजा कऽ ओकर नाममे तस्कर उपाधि लगबाओल। खगनाथ झा- श्रीकान्त झा पाँजि, तस्कर केशव श्रोत्रिय ओहिठाम विवाह कएलापर श्रोत्रिय श्रेणी विराजमान रहितन्हि। पाञ्जि आ पानि अधोगामी, पछबारि पारक प्रथम श्रेणी आब नहि अछि।

*संगहि "विदेह" केँ एखन धरि (१ जनवरी २००८ सँ ३० मार्च २०१०) ९६ देशक १,२३० ठामसँ ४०,६५१ गोटे द्वारा विभिन्न आइ.एस.पी.सँ २,३३,३८९ बेर देखल गेल अछि (गूगल एनेलेटिक्स डाटा)- धन्यवाद पाठकगण।*

सूचना: पंकज पराशरकेँ डगलस केलनर आ अरुण कमलक रचनाक चोरिक पुष्टिक बाद (proof file at *http://www.box.net/shared/75xgdy37dr* and detailed article and reactions at *http://groups.google.com/group/videha/web/%E0%A4%AE%E0%A5%88%E0%A4%A5%E0%A4%BF%E0%A4%B2%E0%A5%80%E0%A4%95+%E0%A4%B5%E0%A4%B0%E0%A5%8D%E0%A4%A4%E0%A4%AE%E0%A4%BE%E0%A4%A8+%E0%A4%B8%E0%A4%AE%E0%A4%B8%E0%A5%8D%E0%A4%AF%E0%A4%BE?hl=en* ) बैन कए विदेह मैथिली साहित्य आन्दोलनसँ निकालि देल गेल अछि।

गजेन्द्र ठाकुर

ggajendra@videha.com

**२. गद्य**

२.१.१.  अनमोल झा- गामक बताह २.  -कामिनी कामायिनी-घडियाली नोर

२.२.१.जगदीश प्रसाद मंडल-  -तिलासंक्रान्तिक लाइ २.  कुमार मनोज कश्यप-मास्टर साहेब

२.३. १.  **राजदेव मंडल-जगदीश प्रसाद मंडलक उपन्यास उत्थान-पतनपर** २.  जगदीश प्रसाद मंडल-उपन्यास-जीवन संघर्ष-२

२.४.१.  बेचन ठाकुर -नाटक छीनरदेवी- आगाँ २.  सरोज 'खिलाडी'-नाटक- ललका कपड़ा

२.५.प्रेमशंकर सिंह: चेतना समिति ओ नाट्यमंच

२.६.१. प्रकाश चन्द्र -नेशनल स्कूल ऑफ ड्रामा -विश्व रंगमंच दिवस : 27 मार्च २.बिपिन झा-भारत-नेपाल आओर मिथिलांचल

२.७.डॉ.शेफालिका वर्मा-प्रतिवादक स्वर

२.८.सत्यानंदपाठक-कथा- स्वान विमर्श

१. अनमोल झा-गामक बताह २.-कामिनी कामायिनी-घडियाली नोर



*'अनमोल झा*

## गामक बताह

बताह, बुरि, बकलेल पत्ता नै की-की ने गामक लोक कहै। सगर गाम इएह बात। हौ कोनाकेँ इ भुसकौलहा सुभषवा मैट्रिक पास कऽ गेल आ कोन दके इंजिनीयरीमे नामों लिखा गेलै। हौ ओकर तँ एक फेजे पार छै। कहह तँ गामक छौड़ा कऽ संग कऽ-कऽ पत्ता नै की-की नियार भास करैत रहैत अछि। आ छौड़ो सभ खुब ओकर आगा पाछा करैत रहैत अछि, हमरा तँ लगैत अछि इ रूतबा रहलै तँ छौड़ा सभहक तँ छोड़ह, गामे कऽ नै उड़हारि चल जैह। सभहक नजरि गाम अबैत मांतर ओकरापर गड़ि जाइत छलै। आ सुभाषो एक आध दिनमे गाममे रहि, गामक हाल-चालसँ अवगत भऽ छौड़ा सभहक बैठार कऽ चल जाइत छल सिन्दरी।

गाम अति पिछड़ल-गमार आ हँसी-कुचिष्टाक समुद्र छल। सभहक एक बात, एक विचार कियो तेहेन पढ़ल लिखल नै, तै छल मूर्खक लाठी बिचे कपार सेहो छल। ककरो नेना-भुटका नीक जकाँ पढ़ाइ-लिखाइमे नै भीरल छल आ जे भीरलो छल से प्रोत्साहनक अभावमे डारटुट्ठ जकाँ बैसी जाइत छल।

तखन पत्ता नै कोनाकेँ सुभाष ओहि गाम आ ओहि समाज आ ओहि वातावरणमे रहि मैट्रिक पास कय, इन्जीनियरीमे पढ़ि रहल अछि आ पाँच हजार रूपैया स्कॉलरसीप पाबैत अछि। आ पत्ता किएक नै थालमे जे कमल फुलाइत छै से कोना।

जे अपने खराप रहैत अछि ओकरा सौसे दुनियाँ खरापे लगैत छैंक। आ ताहीमे नीक, नीक तँ आर तीत ओकरा बुझाइत छैक। सैह बात छलै सुभाष मिसिया भरि नै सोहाइत छलै। ई गामक विकास लेल गाम अबैत देरी नीक-नीक योजना बनायब। जाहिमे नियम कानून छल-सभ छात्र स्व अध्यायमे लागल रही, दोसरो कऽ पढ़ाइ-लिखाइमे सहायता पहुँचाबथि, गामक रस्ता परहक गंदा कऽ मासमे 2 बेर नै तँ एक बेर अवश्य सभ युवा वर्ग मिलि - कोहारि खुशीसँ साफ सुथरा करैए। गामक सभ बिजली पोल सभपर चंदा लऽ बिजली लगा देल जाए। उसराहा बाबाक ढ़हैत मन्दिरपर ध्यान देल जाए। गाममे एकटा लाइब्रेरी होमक चाही, पत्र-पत्रिका ओतए नित्य आयल करए। गामक स्कूल मास्टरकेँ जा कऽ कहल जाए जे चटिया लोकनिपर नीक नजरि राखनिहार गामक कोनो काज श्राद्ध, उपनयन, आदि-आदिमे बिना कहने सभ ओतए जा हुनका परिश्रमसँ सेवा कयल जाए। गामक विकास लैल ब्लौंकसँ सम्पर्क स्थापित कयल जाए आ ओहि सँ गामक लोक कऽ लाभ होइन। आदि-----आदि---------।

यैह छल सुभाषक बतहपन्नी आ देखितहि-देखितहि ओ एकटा नव जागरण युवा संघक गठन कऽ बैसल। आ योजना सभ लागू भऽ जैह तैही हेतु सभ कृत संकल्पित भऽ गेल।

एम्हर गामक लोक कहए ***"केहेन-केहेन गेला तँ मोंछ बला एलाह"*** नूनू, रामचन्द्र, गोनाई आ गुर कते बेर एहेन-एहेन योजना बना, चकापर राखलक से रखले छनि आ हुनका सभक केश पाकि गेलनि, दाँत टुटि

गेलनि आ लाठी लऽ चलैत छथि, आ योजना-योजने रही गेलैन हूँ-----। देखैत छीयैन लैटसहिबो कऽ------? बीस गोटए मुदे बीस रंगक बात।

एहि बेर सुभाष गर्मीक छुट्टीमे मास दिन गाममे रहल, आ गुहकट्टीसँ लऽ कऽ मन्दिर तकमे हाथ लगा देलक। अपनेमे दस-बीस रू. प्रति माह चन्दा लऽ पत्र पत्रिका मंगबय लागल। मन्दिरमे बेस पाइ लगितै तै धनिक लोक ओतए संघक सभ गोटा जाए भीख माँगए, दतखीसरी कऽ दैत छल, तेना तेना कऽ मन्दिर चमकए लागल। गामक कोनो नेना कऽ पढ़बाक समएमे बड़द-महीस किछु खोलने देखैत छल सुभाष तँ अपनेसँ खुट्टामे बान्हि अबै छल आ ओकर बाबू कऽ शिकायत करै छलै....हे हम अहाँक माल बान्हि देलौ अछि। उत्तर भेटै बड़का काज केलौ है, हम अपना बेटासँ माल चरबै छी, अहाँक मतलब। सुभाष कहैए से नहि भऽ सकैत अछि, पढ़ए कऽ समयमे पढ़त दोसर समएमे अहाँ अपना बेटासँ किछु कराउ।

नेनों-भुटका सभकेँ रुचि खुजलै पढ़ै-लिखैएकेँ ओ सभ माए-बापकेँ ठाए-फटाए उत्तर दऽ दैक, हम नै महीस खोलबौ। हमरा कोपी-किताब दे, आ कंठपर ठाढ़ भए किनबाबए। ओना जकर आर्थिक स्थिति एकदमे खराप छलै, सुभाष अपना पाइसँ स्कूलमे नाम लिखा दैक, किताब कॉपी कीनि दैक आ अपने गेलापर संघ कऽ भार द दैक ओकर कॉपी-कितापक, सिलेट-पेंसिलक।

गामक नवतुरमे अनुशासन जगजगार होमए लगलै। एक दोसरामे छोट-पैघ, अचार-विचार, उचित-अनुचित धारा फूटलै। जहाँ-तहाँसँ थोड़-थोड़ पोथी जमा भेल आ तामे एकटा तामे टटघर बना पुस्तकालय सेहो बनि गेल।

एतेक भेलाक बादो कुचिष्ट समाज कहै यौ सुभाष बाबू हमरा सभ कऽ पैखाना करैएमे दिक्कत होइत अछि, जल्दी रस्ता साफ कराउ, तखन ने हम सभ पतियानी लगा बैसब। सुभाष कहए जेहन अहाँ सभक विचार। अहाँ सभ जतेक गंदा करबै, हमरा सभ ओतेक साफ करबै। कारण आब गाम अहाँ सभक नै, हमरा सभक छी। एकर नीक अधलाहसँ अहाँ सभ कऽ कोन काज। अहाँ सभ तँ पाकल आम भेलौहुँ नै। ***"गेल माघ उंतीस दिन बाँकी"***

समए छन-छन बितैत गेल आ किछु दिनुका बाद देखएमे आबए लागल जे गाम पूर्ण विकासमे लागि गेल आ एका एकी गाममे पोल सभपर बल्ब लागि गेल, पुस्तकालयमे बेस पोथी सभ जमा भऽ गेल, पत्र-पत्रिका बेस जुटए बिना पुस्तकालयपर गेने छात्र सभ कऽ चैन नहि आबैए रस्ता दुधसँ घोल, उसराहा बाबापर जे चढ़ाएल अछत माल-जाल चटैत रहै छल से आब ओहिमे खुब निसन केबाड़ लागी गेल। छतपर लाउडिस्पीकर भजन गबैत गामक मनोरम कऽ आर बढ़बए छल। ब्लौकसँ कल आएल, पहिले पुस्तकालयपर आ तकरा बाद सगर गाममे गोट बीसेक लगभग कल गरा गेल। लाउडिस्पीकर सुभाष अपन स्कॉलरसीप बला पाइसँ कीनल धरि ईटाक घर पुस्तकालय ब्लौकक फण्डसँ बनाएल गेलै।

आँखिक आगूमे एतेक परिवर्त्तन देखि आइ पूरा गाम छुब्द, चकित आ विस्मित अछि। कोना कऽ नव जागरण संघ, आ जाए संघ तै नै इ सोना बनैत गाम।

एहि समाजकेँ नै आगू चलि नै पाछु। जे कालि कहैए सुभषवा बताह, बुरि, बकलेलहा, सैह समाज आइ कहैत छैक सुभाषक बुद्धिक आ परिश्रमक इ परिणाम छी, चमकैत, खनकैत, हमर गाम।

सैह जे गामक बताह छल, अपन हीनता अपन खिध्यास सुनैत रहैत छल, से बताह बनी की-की नै कए देलक। मुदा वास्तविक बताह के...सुभाष आ गामक लोक.....?

आइ गाममे घर-घर बी.ए., एम.ए. पास अछि आ मैट्रिक कतेक गनाऊ। पूरा गाम मात्र एकों सुभषवाक बतहपनीसँ शिक्षित आ नोकरी-चाकरीमे लागी गेल अछि। नै तँ गामक लोकक अनुसार लोक एखनो घिर सेवने तहितए।

सुभाष अपन प्रतिभाक बले स्वीडनमे रीसर्च करैत अछि। आ गाम एखनो ओतसँ जाइत अबैत रहैत अछि। ओकरे सन कतेक प्रतिभाशाली लोक सभ ओहि गामक गौरव बढ़ा रहल अछि। ओकर गाम आदर्श गाम भऽ गेल अछि। संघ एखनो कार्यरत अछि आ जऽ जऽ छोटगर लोक गाम छोड़ने जाइत अछि पढ़ै लिखै लेल बाहर गेलासँ छोटतुरक बच्चा सभ ओहि क्रमक आगाँ बढ़बैत रहैत अछि।

सुभाषक एखनो अपना गामपर गर्व छैक आ पुरा गामक सुभाषपर। एखनो ओकर फोन जे अबैत छैक विदेशसँ तँ घंटाक-घंटा गामक मादे चर्च आ पुछताछ करैत रहैत अछि ओ।

२.  -कामिनी कामायिनी

<u>घडियाली नोर</u>

प्रिय रत्ना

हम अहिठाम कुशल सॅ रहैत अहि विश्वासक संग चिट्ठी लिख रहल छी जे अहूँ सकल पेलवार स्वस्थ आ प्रसन्न होयब ।स्नातकक परीक्षा के उपरांत हमहूँ खाली बैसल छी हाथ प़ हाथ धेने घर में अहिं जकॉ ।विचारैत छी मिथिला पेंटिंग सीखू ।अहाँ बड नीक काज केलहूँ जे बी एड में एडमीशन ल लेलहूँ ।

हाँस्टल में हम सब वर्त्तमान राजनीतिक चर्चा में कत्तेक समय बिताबी ।अहाँ बरमहल हमर सबहक प्रगतिशील मंच में आबि अपन शहर् अपन समाज आ' ओकर कथा व्यथा जाहि रूपें प्रस्तुत करी ताहि सँ सब कियो मर्माहित भ' जाए छल ।

अहाँ सदिखन अनका सबके कहैत छलिए जे अहाँ त' हमरा अपन बेस्ट फ्रेंड मानैत छी मुदा हम अहाँ के कोनो वैल्यू नहि दैत छी ।अहाँ के इर् धारणा निराधार अछि ।कि कहियो हम अहाँ के अनुचित सलाह देलहुँ हमरे कहबा प' अहाँ इंटर में अंग्रेजी नहि नेने रही जनैत छलहूँ जे अंगरेजी सम्हारब अहाँक बसक गप्प नहि छल आ' देखू कत्तेक नीक रिजल्ट रहल अहाँके ।

सीमा सँ हमर घरक पता लए क' अहाँ इर् चिट्ठी लिखलहूँ ताहि लेल धन्यवाद ।हमरा प्रति अपन मोन में एतेक श्रद्वा आ' इर्ज्जत राखए लेल सेहो थन्यवाद मुदा हमरा विचार सँ केकरो दोस्त बूझनाए मात्र बड पैघ गप छैक ।

घर में सबके हमरा दिस सँ यथोचित कहबैन्ह ।

अहाँक सखी

शैली ।

प्रिय रत्ना

अहाँक टेढ बाकुड हैंडराइटिंग खराप नहि मानब् हॅस्सी कए रहल छी में लिखल मुदा अतिशय प्रेम सँ भरल चिट्ठी एखन तुरत हस्तगत भेल ।इर् जानि क' प्रसन्नता भेल कि अहाँ बी ए सेकेंड डिविजन सँ पास करि गेलहूँ ।

अहाँ बी एड कइएं रहल छी मुदा अहाँ के पढेबा में विशेष अभिरूचि नञि अछि । तखन हमरा विचार सँ अहाँके स्टेट पब्लिक सर्विस कमीशनक तैयारी करब चाही ।अहाँ सब लेल त' कत्तेक सीट रिजर्व छै । एकरा हमर अहंकार कदापि नञि बूझब ।

एक त' अहाँ कन्या ऊपर सँ अनुसूचित जाति एकर लाभ अहाँ किएक नहिं उठाबी ।कोनो तरहक गायडेन्स जौ हमरा सँ चाही त' निधोक हमरा घर आबि सकैत छी वा चिट्ठी पतरी के माध्यम सँ सेहो जानकारी लए सकैत छी ।

क्षितिज सँ उतरि सांझ गाछ बिरीछ के अपना गिरफ्त में लेबए लागल छै ।हम बाहर जा रहल छी बूलए टहलए ।शेष गप सप्प दोसर चिट्ठी में ।

पैघ के प्रणाम छोट के आर्शिवाद

अहाँक संगी

शैली ।

प्रिय रत्ना

अहाँक एडमिट कार्ड आबि गेल इर् जानि प्रसन्नता भेल ।अहाँ अपन एक्जाम सेंटर अहि शहरि में देने छी से जानि आओर प्रसन्नता भेल ।अहाँ लिखलहूॅ जे अहाँक कोनो संबंधी हमर घरक लग़ पास में रहै छथि अहाँ ओतए आयब हमर सहयोग लेबा लेल स्वागत अछि अवश्य आऊ ।ओना अहि बीच में जे राइर्टर्स के किताब आ' प्रतियोगी पत्रिका सब पढबा के लेल लिखने रही से सब अवश्य पढब ।किछु उपयोगी पुस्तक जे अहाँ के शहरि में नहिं उपलब्ध भ' सकैछ आ' किछु नोट्रस हम डाक सॅ पठा रहल छी ।बूझल अछि जे अहाँक रटबाक क्षमता बड तीव्र अछि सबटा चीज तोता जकॉ ऑखि मूनि क' रटि जायब ।अहि गप के दुख नहि करब जे कोचिंग नहि करि सकैत छी ।स्वाध्याय सॅ सेहो सफलता क बाट क' सब टा विध्न बाधा हरण भ' जाय छै ।हॅ लिखबाक खूब अभ्यास करब अहि सॅ लिखावट में सुधार होयत आ' स्मरण सेहो रहत ।सफलता अवस्स भेंटबाक' चाही इर् हमर अन्तः करणक स्वर थीक ।

अहि बेर कतेक गरमी पडि रहल छै तहिना गाछी सब में आम लुधकल छै।

शेष सब यथावत । अहाँक संगी

शैली ।

प्रिय रत्ना

अहाँ के परीक्षा दिन देखने छलहूॅ मुदा गप नहिं भ' सकल ।चश्मा लगा क' सत्ते अहाँ गैजटेड आफीसर लागि रहल छलहूॅ ।अधिकांश प्रश्न त' तीन साल पहिलुका रिपीट छल इतिहास आ' राजनीति शास्त्र वला प्रश्न त' वएह सब छल जे हम लिख क' अहाँ के पठौने रही अहाँ नीक जकॉ घोंकि गेल रहौं ।एडवांस मुबारक रिटेन त' अहाँ निकालिए लेब आ' इंटरव्यु में अहाँक वाक् शक्ति के आगॉ भला के टिक सकैय ।अहि गप सॅ अहाँ के दुख अछि जे बजबा काल अहाँ के स्त्रीलिंग पुलिंगक भान नञि रहैत अछि ।व्याकरण बड कमजोर अछि ।कमजोर व्याकरण अहाँ के किछु नहि बिगाडि सकैत अछि अहाँ में बड आत्म विश्वास अछि ।ओना इर् कहबी अवस्स मोन पाडने रहब जे 'नो बडी कैन मेक यू इनफीरियर विदाउट योर परमीशन' ।

अहाँ इर् की लिखलहू जे सिड्डुल कास्ट में सेहो बड भीड छै ।हेतैक मेडिकल इंजीनियरिंग में हेतैक पी सी एस में पुरूखक हेतै मुदा स्त्री उम्मीदवार कत्तेक छै ।आ उपर सॅ ओतेक डल सेहो नहि छी ।दुर्गा मॉ के पूजा करू हनुमान चालिसा पढ़ू देखबै अहाँक सेलेक्शन अवश्य अवश्य अवश्य होयत ।

मध्य रृात्रि भ' रहल छै हम रा बड कैस क' ऑंघि लागि रहल अछि ।

अहाँक संगी शैली ।

प्रिय रत्ना

अहाँक विवाहक कार्ड आ' चिट्ठी दूनू एके संगे भेंटल । इर् की लिखलौं जे अहाँ बड उदास छी से किएक डाक्टर वर सॅ विवाह भ' रहल अछि आ' अहाँ ओहि करिलुट्ठा मजनॅू के लेल फिरीशान भ' टिपना नोर बहा रहल छी जे अहाँ के अशुद्वि सॅ भरल चिट्ठी लिखैत छल ।आय ओ कत्तए अछि अपन बाबू के तेल डीजल के दोकान प' तेल बेचि रहल होयत ।कि अहाँ ओकर तेल सॅ गंधाति वस्त्र सॅूघि सॅूधि क' अपन जीनगी बिताएब ।

भाग्य अहाँ के डाक्टर क' अर्द्धांगिंनी बनबाक अवसरि द' रहल अछि ।साफ सुथरा वातावरण में रहब ।अपनहॅू नौकरी करब आ' अपन धिया पुत्ता सब के नीक भविष्य देब ।दूरक सोचॅू छुच्छ भावुकता मनुक्ख के रने बोने बौआबए छिछियाबए लागै छै ।

ंमोन छोट जुनि करू ।सोचू अहाँ के कत्तेक आगॉ जेबाक अछि ।ओहि मजनॅू के धमकी सॅ नहि डरायब जे करतै से करए देबै ओकरा पुरना फिल्मक गीत गाबैत देवदास बनल रहए दियौ ।

हॅ अहाँ के विवाह में अयबा के मोन त' बड छल मुदा हमर पितियौत बहिनक विवाह सेहो ओहि दिन छै भिलाइर् जा रहल छी ।

हमर शुभेच्छा अहाँक संग

अहाँक संगी

शैली ।

प्रिय रत्ना

बड दिनक विराम के पछाति अहाँ के चिट्ठी भेंटल।अहाँ पी सी एस कम्पीट करि गेलहॅू ।हृदय गद गद भ' गेल ।बङ बड बधाइर् ।अहाँ प' हमरा बङ विश्वास छल ।देखलाहा सपना सच भ' गेल ।

मुदा इर् की लिखलहूॅं ।सासुरक लोक बड खराप निकलल ।गारिये सराप सॅं गप आरंभ' करैत छैथ ।छोट छोट गप प' अहाँक बाप ददा संग छत्तीस पुरखा के उकैट क' राखि दैत छैथ ।घरबाला सेहो मतारी के ऑचरक खूॅंट सॅं बंधेल कनिक सन उकसेला प' सम्पूर्ण काया ततारि क' ध' दैत छै ।

अहाँक तीन दिन धरि़ अहि प्रचंड गरमी मास में बिन दाना पानि के़ एक गोट छोट कोठरी में जाहि में नहि कोनो जंगला नहि रोशनदाऩ बंद करि क' रखने छल ।बेसुध़ अहाँके त' दॉती प' दॉती लागि रहल छल ओ त' मॉ दुरगा के कीरपा सॅं औचक में अहाँ के बाबूजी आबि गेला आ' ओहि़ जहन्नुम सॅं पिंड छोडा क' अहाँके अपना संगे ल' अयला ।

एहेन त' स्वप्नो में नहिं सोचल अहाँ सन पित्तमरू आ' सहमिल्लू संग एहेन व्यवहार ।केहेन केहेन मनुक्ख होइर्त अछि अहि दुनिया में ।देखू किंस्याति ओ सब अहाँक महत्त्व बूझैथ ।

कनि दिन मोन के एकदम शांत राखि पूजा पाठ करब ।संसारक मालिक अवस्स कोनो नै कोनो नीक बाट सूझा देता ।

भगवति अहाँ के रच्छा करैथ ।हम अहाँ लेल पूजा करब ।

अहाँक संगी

शैली ।

प्रिय रत्ना

अहाँक अहरा ब्लॉकक प्रभारी नियुक्त कएल गेल अछि ।फेर सॅं मुबारक हो इर् बङ प्रसन्नताक' के गप अछि हमर विनती छलैन्ह भगवति मॉ सॅं जे अहाँ के जिनगी सॅं दुखक कारी कचोर मेघ यथाशीघ्र उङि क' नील लोहित अध्यात्म आ' सुखक चादरि बिछ बैत समय शीघ्र आबए ।

अहाँ उचित अर्थ में अपन पएर प' ठाढ एक सफल सुयोग्य स्त्री भ' गेलहूॅं ।आब अपन ओ न्याय पूर्ण प्रशासनिक क्षमता देखबियौ जाहि लेल काओलेज में एतेक भाषण दइर्त छलहूॅं ।

आशा अछि जे अहाँ अपन दायित्व के नीक जकॉ निभायब बी डी ओ साहिबा ।

शेष शुभ

अहाँक संगी

शैली ।

प्रिय रत्ना

बड नमहर प्रतीक्षा के बाद अहाँ क चिठ्ठी भेंटल ।इर् जानि हार्दिक दुख भेल जे अहाँ के तलाक भ' गेल ।खैर जे भवित्व्य छल तेकरा के मेटा सकैत अछि ।ओना अहाँ जे रोइरंया रोइरंया ठाढ करए बला वर्णन कएने रही ओहेन परिस्थिति में अहाँ सन पढल गुनल आफिसर के निर्वाह केना दुष्कर छल ।अपना दिस सॅ त' अहाँ बड कोरसिस केलियै निभाबए के मुदा शराब पीबि क' प्रतिदिन मार पीट करय वला मनुक्ख के भाग्य आ' भगवान भरोसे सुधरए

लेल लोक कत्तेक दिन धरि आस लगौने दिवस गमावैत रहतै ।

अहाँ अपन माय आ' छोटका भाइर् बहिन के अहरा लइर् अनलहू से नीक कएल ।आब अहाँ अपन राजनीतिक पटल कनि आओर विस्तृत करू ।देश विदेशक न्यूज सूनितै रहबै । लिखलहू जे अहाँक स्वर्गीय नाना बड पहिने एम पी छलाह आ' आब ओत्तय के लोक अहाँ के अपन प्रतिनिधि चुनि पार्लियामेंट में पठबए चाहैत अछि ।इर् त' बड नीक गप भेल ।अहाँक वक्तृत्व क्षमता आब खुजि क' लोकक सोझाॅ आयत ।

अहाँ पहिने ओहि क्षेत्र विशेषक जातिगत आंकडा ओकर समस्या आ' विकासक लेल की सब आ केहेन कदम उठेबाक चाही अहि सब प' गहीड शोध प्रारंभ करि दियौ ।अहि क्रम में घरे घर जा कए स्त्रीगण सब सॅ गप करि ओकर सबहक दिल जीतबा के प्रयास करब एक त' ओ रिजर्व सीट छै आ' अहाँ के नाना के नाम तीस बरखक बादो लोकक ठोर प' ओहिना छैक ।अहाँ सीधे ब्लॉक सॅ देशक पालियामेंट में नहि पहुँच गेलहु त' हमर नाम प' कूकूर पोसि देब ।

बाहर अन्हार भ' गेलै सांझ मे त' घर में रहनाए उचित नै । टहलए जा रहल छी ।

बेस फेर दोसर चिठ्ठी में ।

अहाँक संगी

शैली ।

प्रिय रत्ना

अहाँ के चिट्ठी में हमरा फेर सँ मानसिक भटकाव के गंध लागि रहल अछि ।इर् की लिखलहूँ जे खैरा जिला के कलक्टर जे अहींक बिरादरी के अछि सदिखन रेशमक' डोरी नेने अहाँक पाछाँ पडल रहैत अछि ।ओकरो वैवाहिक जीवन तेहने सन छै ।कनिया नै छै गत भ' गेलै वा छोडि देने छै ।हँ ओहो दातौन के स्थान प' भरिसक दारूए सँ मुँह धोबति हेतैक़ लाल टरेस आँखि़ जेना कोनो हिंसक पशु ।मुदा अहाँके इज्जत सेहो बङ करैत अछि ताहि लेल अहाँ ओकर अवगुण नहि देख पाबै छी।खैऱ अहि में हम अहाँ के की मशविरा दिय अहि क्षेत्र में त' अहाँ अपने बङ चतुर सुजान छी ।

ंमुदा कनि सोचू अहि में अहाँ के कोन उत्तकृष्ट भविष्य देखाय पङि रहल अछि ।आय नै काल्हि अपनो त' अहाँ कलक्टर बनिए जायब ।हमरा जनतब अहाँ के अपन धियान इलेक्शन लङबा दिस लगेबाक चाही ।अपन प्रतिभा नष्ट नै होमए देबै पैघ काज लेल अहाँ के जनम भेल अछि ।

अखन घर में किछु पाहुन पङक आयल छथि ताहि में व्यस्त छी ।

आर सब कुशल मंगल

अहाँक संगी

शैली ।

प्रिय रत्त्ना

अहाँके बङका पार्टी चुनाव लङबा लेल टिकट द' देलक़ बधाइर् हो ढेर रास उम्मीदवार क' मध्य अहाँक टिकट भेंटनाए सरिपहूँ एक गोट पैघ गप अछि ।अहाँ के आग्रह जे हम मास दिन अहाँ के संगे रही अहाँ हमर ऋण कोशकी में पानि रहतै ता धरि नहिं बिसरब़ अपन माए बाबू सँ बेशी हमर आभारी छी जे घींच घाँचि क' सजा सँवारिक' मनुक्ख सँ विशिष्ठ मनुक्ख बना देलहूँ ओहि जन्मक माए बाप भाय बहिनी किछु नै किछु अवस्स छी नै त' के करै छै अनका लेल एतेक़ ।आन संगी सब त' एको टा चिट्ठी के उत्तर नहि पठोलक ।

ंहमरा विचारैं इर् सब गप बिसरि जाऊ ।हाँस्टल में त' नहिए मुदा तेकरा बाद अहाँ के भाव विह्यवल चिट्ठी सबहक उत्तर दइत दइर्त हम अहाँ के संगी अवश्य बूझय लागलौं हैं आ' अ ' फ्रेंड इन नीड इज अ फ्रेंड इन डीड ।'दोस्ती अपना आप में एक टा मजगूत नाता छै ओहो दैवीक महान गिफ्ट छै ।

हम नोमिनेसन दिन अहीं के संग छी ।हमरा सँ ज़त्तेक भ' सकत तैयार रहब ।

एतय बारिश झमाझम भ' रहल छै कत्तेक दिन सँ मेघ लदने छलै आय अपन मोनक सबटा मवाद जेना निकालि रहल होय ।

शेष सबटा गप भेंट भेला प' होयत ।

अहाँक संगी

शैली ।

प्रिय रत्ना

बधाइऱ् बधाइऱ् बधाइऱ् ।ढाइऱ् लाख वोट सँ अहाँ जीत गेलहूँ ।काउंटिंग काल कोनो अपरिहार्य कारणे हम उपस्थित नहिं रहि सकलहूँ ।बड़ प्रसन्नता अछि सबटा वोट अहाँ दूनू हाथे अपन झोरा में हसोथि लेलौं ।आय एहेन लागि रहल अछि जेना नब सूरूज अपना संगे नव प्रभात नेने चारों दिशा सँ मंगल गान करैत सिंहनाद करि रहल अछि ।अहाँ सँ हमरा एहने सफलताक उम्मीद छल ।आब मनाऊ भरि छॉक होरी गाऊ खूब फाग झाल मृदंग बजा बजा क'।

मुदा एक गोट गप सदिखन मोन पाड़ने राखब़ सांसद बनला उत्तर क्षेत्र के जनता सँ विश्वासघात नहिं करबै ओ सबटा वादा अवश्य पूरन करबै़ जाहि आधार प' इऱ् महासंग्राम जतिलहुँ ।

मोन पड़ि रहल अछि मॉ के कहबी 'संगे संगे गाय चरेलहु किसना भेल गोसैयॉ ।

शेष शुभ । एक बेर फेर हार्दिक बधाइऱ् ।

अहाँक संगी

शैली ।

प्रिय रत्ना

दूरदर्शन सँ खबरि भेटल कि अहाँके स्त्री आ' अनुसूचित जाति दूनू होबाक कारणे केबिनेट मिनिस्टरक पद सँ नमाजल गेल अछि सोशल वेल फेयर मिनिस्टर हिप हिप हुर्रे ।बड़ प्रसन्न छी आय हम एकदम गदगद ।अपन परिजन संगे खुशी मनाबए जा रहल छी ।

अहू ठामक सांसदक विजय के खुशी में बड़का विशाल जूलूस 'जिन्दा बादक' नारा लगबैत हमर घरक सोंझा रोड सँ गुजरि रहल अछि ।

अपार शुभ कामना के संग

अहाँक संगी

शैली ।

प्रिय रत्ना

कत्तेक बेर अहाँ के चिट्ठी लिखलहूँ टेलिग्राम सेहो पठौलहूँ मुदा कोनो जवाब नॅ भेंटल ।कत्तेक ताकि तुकि क' अहाँ के फोन नंबर उपरेलहूँ फोन सेहो कयलहूँ अहाँ के कोनो पी ए उठौलक नाम पता पुछि कनि कालक' बाद कहैत अछि ' मैडम बाहर गेल छथि बाद में कखनों गप करब ।'बाद में सेहो कत्तेक बेर फोन कयलहूँ एयह जवाब ।

हम इर् बूझै लेल व्यग्र छी जे मंत्री के रूप में अहाँ के केहेन केहेन अनुभव भ' रहल अछि ।कि सब करि रहल छी आदि ।

जौं चिट्ठी भेटै त' अवस्स पहुँचनामा पठैब ।लिखबा के जौं टाइर्म नै भेटै त' फोन सएह खटखटा देबए ।आब त' अहू शहरि में टेलिफोन एक्सचेंज लागि गेल छै आ' घरे घर फोन भ' गेलए ।फोन नं पठा रहल छी आ' पी ए के सेहो लिखा देने छी ।

यथाशीघ्र संपर्क करब ।

अहाँक शैली ।

प्रिय रत्ना

आय अहाँ के अहि शहरक नव निर्मित स्टेडियम के उदघाटन करबा के छल ।अहाँ त' हमरा बिसरिये गेलहूँ मुदा मोन नै पतियाय छल भेल हमर लिखलाहा वा' संदेश अहाँ धरि नहिं पहुँच रहल होयत ।

भोरे सॅ हम स्टेडियम के प्रबंधक आ' गण मान्य जनक संग अहाँ के प्रतीक्षा में एक पएर प' ठाढ रही किंस्यात अहाँ सॅ भेंट भ' जाए । 'अहाँ अयलहूँ उज्जर झक झक सिल्कक नूआ माथ प' बङ हल्लुक सन आँचरि रखने आँखि के धूपक करिका चश्मा सॅ झॅपने भीङ सॅ फराक़ एक गोट भव्य व्यक्तित्व । मुदा आँखि प' चढल चश्मा के कारण प्रबंधकक कात मे ठाढ हमरा शैली प' एकटा दृष्टिपात सेहो नञि कय सकलहूँ ।कनि ढीठ बनि हम आगॉ बढलहूँ त' एक गोट अपरिचित सन 'औपचारिक 'नमस्ते' के मुद्रा में दूनू हाथ जोङि लाल रिबन काटि गङगङाति ताली के मध्य उदघाटन समारोह क' बाद बङ व्यस्त सन लगैत अपन ताम झाम अमला संग निकलि गेल छलौं कत्तौ के आर प्रोग्राम छल ।

अनायास सब टा गप हमरा बूझबा में आबि गेल छल  वा  हमर भ्क खूजि गेल छल  ।लागल जे भरल बाजार मे कियो हमरा चाकू मारि क’ हमर करेज निकालि क’ नेने चलि गेल होय  ।कत्तेक काल थरि हमर बकार नै फूटल छल  ।

अहीं के मोताबिक  हाँस्टल में हम अहाँ के अपन ‘ बेस्ट फ्रेंड’ नहिं बूझैत छलहूॅ आब लागि रहल अछि  ‘अहाँ एतेक पैघ नाटक किएक रचने छलहूॅ ।अहाँ के बेचैनी छल किछु करबा के  मुदा गाइर्ड के करितै आब जखन अहाँ ‘ एलीट क्लास ‘के कहबए लगलहूॅ पएरक नीचा के सबटा सोपान उखाडि फेंकलहुँ  स्वाभाविक छल  कियाक त’ अहाँ कहियो  क करो बेस्ट की  फ्रेंड थरि कहाबए के जोगर नहिं छलहूॅ आ’ नहिं होयब  ।

अहाँक सबटा मगर मच्छी नोर हमरा एकए क करि क’ मोन पडि रहल अछि  आ’ हमर आत्मा जेना हमरे धिक्कारि रहल होय  ।ओना उपरि सॅ खसबा के ओकरे ड’र रहैत छे जे ऊपर छै  हमरा क़ी हम त’ नीच्चे ठाढ छी  ही दैट इज डाउन  नीड्स फियर नो फौल  ।हॅ जेना तोता जकॉ हमरा सॅ नजरि फेर लेलहूॅ तेना कंस्टीचुएंसी के लोक संग नहि फेरबै़  प्रजातंत्र में जनते जनार्दन होइर्त छै  जौं ओहो अपन मुॅह फेर लेत त’ मूहे बल धडाम सॅ धरती प’ खसब  ।इर् हमर एक गोट पहिल आ’ आखिरी व्यक्तिगत काज बूझब ।

धन्यवाद

एक टा शुभेच्छु

१.जगदीश प्रसाद मंडल--तिलासंक्रान्तिक लाइ २. कुमार मनोज कश्यप-मास्टर साहेब



**जगदीश प्रसाद मंडल1947-** गाम-बेरमा, तमुरिया, जिला-मधुबनी। एम.ए.। कथा (गामक जिनगी-कथा संग्रह), नाटक(मिथिलाक बेटी-नाटक), उपन्यास(मौलाइल गाछकफूल, जीवन संघर्ष, जीवनमरण, उत्थान-पतन,जिनगीक जीत- उपन्यास)। मार्क्सवादक गहन अध्ययन। मुदा सीलिंगसँ बचबाक लेल कम्युनिस्ट आन्दोलनमे गेनिहार लोक सभसँ भेँट भेने मोहभंग। हिनकर कथामे गामक लोकक जिजीविषाक वर्णन आ नव दृष्टिकोण दृष्टिगोचर होइत अछि।

## तिलासंक्रान्तिक लाइ

धानक लड़ती-चड़ती पतराइते गमैया विद्यालयमे तिलासंक्रान्तिक पढ़ाइ शुरु भऽ गेल। विद्यालयक लेल ने जगहक कमी आ ने पढ़ौनिहारक। इनार-पोखरिक घाट सन पवित्र स्थान आ बिनु आरक्षणक महिला शिक्षक। शिक्षको इमानदार। ने टयूशन फीस लइत आ ने दरमाहा। पढ़वैक लेल एते उताहुल जे खेनाइयो-पीनाइक चिन्ता नहि। छोट दिन होइतहुँ भानस-भातक कौड़ियो भरि ढकार नहि। पावनिक विषय नमहर तँ पूरा विषयक शिक्षक तँ नहि मुदा टुकड़ी-टुकड़ी कऽ कए अपना-अपना ढंगसँ अपन हिस्साक विषय पढ़बए लगलीह।

पाँच दिन पहिनहि केदार कलकत्तासँ गाम आबि गेल। ओना ओ दुर्गोपूजामे सभ साल देबे करैत छथि, तिलोसंक्रान्ति सेहो नहिये छोड़ै छथि। कोना छोड़ताह? आब कि कलकत्ता ओ कलकत्ता रहल जे तीनि-तीनि दिन गाड़ीमे बैसल-बैसल देह-हाथ अकड़ि जाएत। आब तँ छह घंटाक रस्ता कलकत्ता थिक। तहूमे केदार अपन गाड़ी रखने छथि चाह-नास्ता कलकत्ताक डेरामे करैत छथि आ कलौ गाममे। हुनके सबहक तँ ई दुनियाँ आ देश छी। एक तँ बैंकक मैनेजरक दरमाहा दोसर कुरसीक कमीशन आ तहिपर सँ अपनो बैंकक शाखा खोलनहि छथि। कमीशने बेकतन तँ स्टाफोक कमी नहि। कलकत्ता सन शहर जहिठाम भीखमंगो करोड़पति अछि।

''गाममे जँ कियो मरद अछि तँ केदार छथि। गाममे के आँखि उठा कऽ हुनका दिशि तकलनि। अखनो सत्तरहटा अँचार, बीकानेरक पापड़ केदार छोड़ि तिलासंक्रान्तिमे के खाइत अछि। विधि पूर्वक जँ कियो पावनि करैत अछि तँ केदार छोड़ि दोसर के बाजत- ''दतमनि करैत पोखरिक घाटपर जगदरवाली कछुबीवालीकेँ कहलखिन।

साड़ी-साया रखि कछुबीवाली घाटपर बैसि झुटकासँ पाएर मजैत छलीह। मन चिन्तामे बाझल छलनि। काल्हिये पावनि छी ने चूड़ा कुटलौंहैँ आ ने मुरही भुजलौं। जाबे चूड़ा-मुरही नहि हएत ताबे लाइ कथीक बनाएव। गलती अपनो भेल जे अगते-ओरियान नहि केलहुँ। फेरि मनमे उठलनि, एक दिनक पावनि लेल महीना दिन पहिनेसँ ओरियान करए लागब। एतवे काज अछि। काजक दुआरे एको दिन ने समएपर नहाइ छी आ ने खाइ छी। जेकरा काज नइ छै सालो भरि पावनिये करह। कोनो की हम जनै छेलियै जे पनरह दिन पहिनेसँ शीतलहरी लाधि देतइ जहिसँ चूड़ा-मुरहीक ताड़ल धान भारले ने जाएत। जहि देवताकेँ पावनि करबनि हुनका एतबो बुत्ता नइ छन्हि जे अपनो पावनिक ओरियानक चिन्ता करितथि। फेरि मनमे एलनि जे चूड़ा-मूढ़ी तँ दोकानो-दौरीमे बिकाइत अछि। कीनि लेब। मुदा लाइ कोना हएत? चूड़ा-मुरही तँ अखड़ा होइत अछि अमैनियाक जरुरत नहि अछि। मुदा लाइ? केहन-कहाँ हाथे, केहन-कहाँ बरतनमे बनौने हएत। तहूमे आइ-काल्हिक बनियाँ सभ तेहन गइ-खोर भऽ गेल अछि जे गुड़क बदला छुऐमे बना पाइ टलिया लेत। दिनेमे मुरही-चूड़ा लऽ आनब आ रातिमे खेला-पीला बाद बना लेब। मन असथिर होइत रहनि कि जगदरवालीक बात मन पड़लनि। फेरि वापसी क्रोध रस्तासँ घुरि गेलनि। तुरुछ भऽ उत्तर देलखिन- ''सत्तरह रंगक आ कि पचासे रंगक जे अँचार केदरबा ख-ए-त तइसँ कछुबीवालीक जीहक पानि मेटेतइ।''

श्यामा काकी चुपचाप नहा कऽ घर दिसक रस्ता धेलीह। अपना धुनिमे श्यामाकाकी। ने समाजसँ कोनो मतलब आ ने समाजक काजसँ। समाजक काजे बेढ़ंग अछि। ककरो कोनो ठेकान नहि। की बाजत आ की करत तेकर कोन ठेकान। एक्के मुँह जत्ते लोकसँ गप करत, एक्के गप तते रंगक बाजत। लगले किछु लगले किछु। तहूमे आब तेहन-तेहन अगिमूतू सभ भेलहेँ जे, जूरशीतलक मुइल नढ़ियाकेँ जहिना कुत्ता सभ अपना-अपना दिस दाँतसँ पकड़ि-पकड़ि घिचैत, तेहने भऽ गेल अछि। नै तँ कतौ ऐना हुअए जे एक्के गाममे एक्के पावनि दू-दिना, तीन दिना दुनू होय। तहन तँ जेकरा जे मन फुड़ै छै से करैए। सभ करत अपना मने आ हम करब लोकक मने। अपन जिनगी अछि अपन दुख-सुख अछि। अपनासँ पलखति हएत तँ दोसरो बच्चा दिशि देखब। नहि तँ अपन के सम्हारि देत? यएह सभ विचार श्यामा काकीक मनमे नचैत रहनि। चूड़ो-मूढ़ीक लाइ भइये गेल। तिलबो बनाइये लेलहुँ। कुरथियो-तेबखाक दालि अछिये। लोको सभ जीहक चसकी दुआरे कियो खेरही तँ कियो राहड़ि तँ कियो बदामक दालिक खिचैड़ बनबैत अछि। एते बात मनमे उठितहि काकीक विचार रुकि गेलनि। कुरथीक तुलना राहड़ि, खेरहीसँ करए लगलीह। पूसक संक्रान्तिक दिन पावनि होइत। राहड़ि चैत-बैशाखमे जहनकि बदाम फागुन आ खेरही जेठ-अखाढ़मे होइत अछि। तहिक हिसावे कुरथिये ने नवकी कनियाँ बनि घर अओतीह। ई बात मनमे अवितहि काकीक मन आगू बढ़लनि। हमरा सन दही ककर हेतइ? कियो लोहा महीसिक दूध पौरने हएत तँ कियो पोखरिक पानिक। मुँहसँ हँसी निकललनि। जेहने लोक सभ ठक भऽ गेल अछि तहने देवयो-देवता। अनदिना कियो दूधमे पानि फेटि कऽ बेचैए तँ बेचैए, पावनिमे जे हुनको सभकेँ खुआवैत छन्हि से ओ नहि बुझै छथिन। किऐक ने हड़हरी बज्जर खसा दैत छथिन। एते दिन हुनको सभकेँ शक्ति छलनि आब ओहो सभ डलडाक मधुर खा पेट बिगाड़ि लेलन्हि अछि। फेरि मन अपना दिस घुड़लनि। खिचैड़मे जम्बीरी नेबो नीक आ कि घीउ। मुदा एहि प्रश्नपर मन नहि अँटकलनि। खाइ बेरमे बुझल जाएत। फेरि मनमे खुशी एलनि। मुस्की दैत आँखि उठा कऽ तकलनि तँ दिनकरपर नजड़ि पड़लनि। मने-मन प्रणाम कए कऽ कहए लगलखिन- ''एहनो जाड़मे अहाँ चास-वासकेँ भरि

देने छियै। अपना लेल कोठी माल-जाल लेल टाल खेतक-खेत तरकारी, बाधक-बाध गहूम, दलिहन-तेलहनसँ सजल खेत। हे दिनकर बहुत जाड़ सहि जीवि रहल छी कल्लह फेरु। आँखि निच्चाँ होइतहि मनमे एलनि। आइये ने सीमापर (मकर रेखा) जएताह। काल्हिसँ तँ तिले-तिल ऐवे करताह।"

पावनिक छुट्टीमे ज्योतिषी काका गाम नहि अएलाह कि काकीकेँ आफद भऽ गेलखिन। ओना साल भरिसँ काकियोक मन बदलि रहल छन्हि। जत्ते वुधियार काकी भेलि जाइ छथिन तते काकासँ मत-भेद भेलि जाइ छन्हि। ज्योतिषी काकाकेँ काकीक ओहि किरदानीसँ हृदयमे चोट लगलनि, जहि दिन काकी काकाक पाइ (कमाएल रुपैआ) चोरा कऽ बुइधिक सर्टिफिकेट कीनि लेलखिन। ओही दिनसँ काकीक आफद कक्का आ काकाक आफद काकी भऽ गेलखिन। विद्यालयसँ अबैतखिन बाटेमे पावनिपर नजरि गेलनि। कने काल गुम्म भऽ उत्तर-दक्षिण -उत्तरायण आ दक्षिणायण-क सीमापर आँखि रोपलनि। आँखि रोपितहि हृदयमे हँसी उठलनि। जाधरि लोक दक्षिणायणमे मरैत अछि नर्क जाइत अछि आ उत्तरायणमे स्वर्ग। स्वर्ग तँ मनुष्य निर्मित छी जहन कि मकर संक्रान्ति ग्रह-नक्षत्रक प्रक्रिया छी। दुनू एक ठाम कोना भऽ गेल। बाटेसँ ज्योतिषी काकाक मनकेँ हौड़ने रहनि। आंगनमे पाएर रखितहि काकी टोकि देलखिन- "तलब भेटल कि नहि? अखन धरि कोनो ओरियान नहि भेलि अछि।"

काकीक बात सुनि काकाक मन लहड़ि गेलनि। आँखि गुड़ेरि काकीकेँ देखि ओसारक चैकीपर झोरा रखि हाथ-पाएर धोअए कल दिशि बढ़लाह। मने-मन काका सोचति जे सबकाज कालमे फँड़बन्ही करतीह आ टाका बेरिमे काका मन पड़ै छन्हि। काका अप्पन धुनिमे आ काकी पावनिक धुनिमे। तिलासंक्रान्ति संक्रान्तिसँ पावनि जे दंगलक अखाड़ापर उतरैबला अछि ओहि लेल अखन धरि हाथपर हाथ जोड़ि बैसलि छी। मुदा पहिलुके नजरि काकीकेँ डोला देलकनि। करेज काँपि गेलनि। मन निर्णय कऽ लेलकनि जे परिवारक गारजन पुरुख होइत अछि, मान-अपमान पुरुखक कपारपर चढ़त। हम तँ अनेने तबाह छी। जे आनि कऽ देता ओ बना कऽ आगूमे देबनि।

कलपर पानि पीबि, आंगन आबि ज्योतिषी काका चैकीपर बैसि तमाकुल चुनवए लगलाह। अपन भलाइ सोचि काकी बाड़ी दिस टहलि गेलीह। मुँहमे तमाकुल लैत काका आँखि घुमा कऽ पन्नी दिस देलखिन। मन खुट-खुट करनि जे फेरि ने किम्हरोसँ आबि किछु फरमा दथि। मुदा सोझमे नहि देखि मन असथिर भेलनि। मनमे उठलनि, काल्हि मकर संक्रान्ति छी। जहिठाम सँ सूर्य दछिन मुँहे नहि बढ़ि उत्तर मुँहे घुमताह। सूर्यकेँ उत्तरायण होइतहि जीव-जन्तुमे सूर्यक प्रकाश नव स्फूर्ति पैदा करैत अछि। मौसमक बदलाव हुअए लगैत अछि। जहिसँ परिवर्तनक रुप देख पड़ैत अछि। मुदा लोकमे परिवर्तन की आओत? जे दछिनपंथी विचार व्यवहारिक रुपमे पर्वत सदृश्य अपन रुप बनौने अछि ओ चूड़ा-लाइ खेने भेटि जाएत।

संक्रान्तिक पहिल संध्या अबैत-अबैत भोरमे नहेबाक कार्यक्रम तैयार भऽ गेल। एहि प्रश्नपर विद्यालयक सभ शिक्षिका एकमत भऽ गेलीह। एहि कार्यक्रममे एकटा फनिगा आबि गेल। फनिगाक गंधसँ वातावरणमे गंध आवि गेल। गंध ई जे पोखरिक घाटक तरमे कमलेसरी (कमलेश्वरी) महरानी चूड़लाइक छिट्टा रखने छथिन। जे पहिने नहाइले जाएत ओकरा देथिन।

टेल्हुक धिया-पूतासँ लऽ कऽ ढेरबा धरि अपन दावा ठोकए लगल जे पहिने हम नहाएव आ कमलेसरी महरानीक चूड-लाइक छिट्टा आनव। अपन-अपन शक्तिकेँ जगबैत संकल्पित हुअए लगल।

जारन तोड़ि कऽ अबैत काल अझप्पे पोखरिक घाटक तरमे कमलेसरीक चूड-लाइक छिट्टा गोपला सुनलक। मुदा किछु दोहरा कऽ नहि बुझए चाहलक। माथपर ठहुरीक बोझ रहै। मुदा भारीकेँ मनसँ हटा चूड़ा-लाइक छिट्टापर पड़लै। बड़का छिट्टा। जेहन बड़का छिट्टा भत-भोजमे भात-झकैक लेल होइत छैक। भरिये दिन ने पावनि छी, कते खाएव। मनमे खुशीक अंकुरा उगलै। घरपर आबि जरनाक बोझ रखि संकल्प केलक जे सभसँ पहिने हम घाटपर जाएब। गहीर गोपला विचारकेँ गोपनीय रखलक। माइयो-बापकेँ नहि कहलक।

बारह बजे रातिमे नीन टुटितहि गोपला माए-बापकेँ बिनु किछु कहनहि पोखरि दिस विदा भेल। माए बुझलनि जे लघी-तघी करए निकलल। बुधबा (पिता) नीन, तँ बुझबे ने केलक। जहिना प्रेमीकेँ अपन प्रिय छोड़ि दुनियाँमे किछु नहि देखि पड़ैत तहिना लाइक छिट्टा छोड़ि गोपला किछु नहि देखैत। दुलकी मारैत पोखरि दिस बढ़वो करै आ आँखि-कान उठा-उठा आगुओ ताकै जे क्यो दोसर ने तँ बढ़ि गेल। ने कानसँ कोनो भनक बुझि पड़ै आ ने अन्हारमे किछु देखए। किछु काल देखि माए बान्हपर आबि तकलक तँ गोपलाकेँ नहि देखलक। मनमे टराटक लगए लगलै। जे एते अन्हारमे कतए चलि गेल। भरिसक भकुआएलमे किम्हरो चलि ने तँ गेल। मुदा अन्हारमे देखबे कते दूर करब। ओह से नहि तँ हुनाको (पति) उठा दुनू गोटे चोरबत्तीक हाथे तकबै। सएह केलक।

पनरह-बीस दिनसँ शीतलहरी चलैत। लागल-लागल पछियो संग दैत। घुरक आगियो मैलमुँह भेल रहैत अछि। गोपलाकेँ ने रस्ता अन्हार बुझि पड़ै आ ने पोखरि दूर, ने जाड़ बुझि पड़ै आ ने पोखरिमे पानि। साक्षत् ब्रह्ममे लीन भक्त जेकाँ गोपलो लाइमे लीन भऽ गेल। पोखरि पहुँच घाटक तरमे गोपला हथोरिया दिअए लगल। जाधरि लाइक आशा मनमे रहए ताधरि खूब हथोड़लक। हथुरैत-हथुरैत बर्फ जेकाँ मन जमि गेलइ। जाड़ बुझि पड़ए लगलै। सौँसे देह थरथर कँपैत रहए। गोपालक मन मानि गेलै जे मरि जाएब। पोखरिसँ उपर भऽ घर दिसक रास्ता धेलक। ताधरि चोरबत्तीक हाथे आगू-आगू माए आ दू लग्गा पाछु पिता पेना नेने जाइत। फड़िक्केसँ माए थर-थर कँपैत गोपलाकेँ पुछलक- ''गोपाल।''

गोपाल सुनि बुद्धूकेँ खौंझ उठल बाजल- ''मिरगी उठल छलौ जे पोखरि आएल छेलेँ?''

थरथराइत गोपलाकेँ अपन आँचारसँ माए पानि पोछए लगली। गोपलाक दशा देखि पिताक मन पघिलए लगलैक। जहिना गंगा स्नानक बाद नीक विचार मनमे उपकैत अछि तहिना बुद्धुकेँ मनमे उपकलैक। सोचए लगल आइ जँ परि जाइत तँ दिनमे ककरा तिल-चाउर दैतियैक के तिल बहैत। दछिनबारि टोलमे दखै छी सबहक बेटा-पुतोहू बाप-माएकेँ छोड़ि चलि गेल अछि। अपने सभ बुढ़ियाँसँ नवकी कनियाँ जेकाँ तिलकोर तड़ै छथि। तिलकोरक तरुआ केहन होइ छैक ई तँ बुढ़िये कनियाँ सभ वुझै छथिन। जिबठ बान्हि बुद्धु गोपलकेँ पजिया कऽ पकड़ि कोरामे लए डेगगरसँ आंगन दिस बढ़ए लगल। आंगन आबि पुआर धधकबए लगल।

जहिना गोपलाक देह भीजल तहिना देहमे सटल गंजी-पेन्ट। मुदा कपड़ा बदलैक साहस नहि भेलइ। देह कठुआएल, हाथ बिधुआएल, ओंगरी ठिठुरल। मुदा कनियेँ कालक बाद टनकल। दुनू परानी बुधबो जाड़सँ ठिठुरल रहए। तीनू टनगर भेल। टनगर होइतहि गोपाल माएकेँ कहलक- "अंडी-पेंट आनि दे।"

गोपाल पेंट-शर्ट पहीरए लगल। अखन धरि तीनूक सिरसिराएल मन आगिक गरमी पाबि बसन्ती हवामे टहलए लगल। बुद्ध पत्नी दिस देखि हाथ पकड़ि पहुँचल फकीर जेकाँ बाजल- "आइ गोपला हाथसँ चलि जाइत। सबहक अंगनामे पावनिक उत्साह रहितै आ अपना दुनू गोटे बेटाक सोगमे करैत दिन बितैबतौं।"

पिताक बात सुनि आशा चैंक गेलि। जना भूमकमक धक्का धरतीकेँ लगैत तहिना आशाक हृदयमे धक्का लगल। धड़फड़ा कऽ उठि कोठीपर राखल मुजेलासँ दूटा गोल-गोल लाइ लेने गोपलाक हाथमे देलक। हाथमे चूड़ाक लाइ अबितहि हबक मारलक। मुदा तेहन सक्कत जे ठोर चँछा गेलइ मुदा दाँतसँ लाइ नहि कटलै। माएकेँ कहलक- "लाइ कहाँ टुटैए।"

बेटाक बात सुनि आशाक मनमे खुशी उपकल। अपन कारीगरीक परीछामे पास देखि मुस्की दैत पति दिशि देखि बाजलि- "तेहेन पाकमे लाइ बनौने छी जे बिना सिलौट-लोढ़ीसँ सुनत।"

बेटाकेँ बुद्धू पुछलक- "आइ तँ कतौ नाचो-ताँच ने होइ छै तखन किअए तू रातिमे एते दूर चलि गेलेँ।"

बितहिमे आशा बाजलि- "लघी-तघी करैले उठल हेतै, भकुआएलमे बौआ गेल हेतै।"

हाँइ-हाँइ गोपाल मुँहक लाइ कऽ चिबा घोटि कऽ माए दिस देखि बाजल- "लोक सभ साँझमे बजै छेलै जे पोखरिक घाटक तरमे कमलेसरी महरानी लाइ रखै छेथिन। वहाए अनैले गेल रहौं।"

गोपलाक बात सुनि बुद्धक मन माहुरा गेल। मने-मन बाजल जे अपना कमेने नहि होएत ओ भोला बावा बड़दक.......। मुदा क्रोधकेँ एहि दुआरे मनमे दबने रहल जे गामक लीला सभ आँखिक सोझमे नचए लगल रहैक। जे सभ जुआनीमे, मद-मस्त भोम्हरा जैंका जिनगी बितौलनि, बेटा-पुतोहूक चलैत मुँहसँ धुँआएल चुल्हि फूकए पड़ैत छन्हि। जाहिसँ दुनू आँखिमे नोर टघरैत रहैत छन्हि मुदा ओ हृदयक व्यथा नहि, धुँआ लागब बुझैत छथि। बुद्धूक हृदय पसीज गेल। मुरखो अछि तइयो तँ बेटे छी। बरखे ने चैदहटा भऽ गेलइ, मुदा भरि दिन तँ असकरे लग्गी लऽ कऽ बोनाएल रहैए। ने खाइक ठेकान रहै छै आ ने नहाइक। तहन बुद्धिसँ भेंट कोना हेतइ?

बेटाक बात सुनि माएक मन उमड़ि गेलनि। बुझबैत बजलीह- "रौ औआ अपना की कोनो चीजक कमी अछि। जते रंगक धान गिरहतकेँ होइ छै तते अपनो ने होइए। सतरियाक चूड़ा कुटने छी, लाइ बनौने छी आ ओकरे खिचैड़ियो रान्हव।"

पछुआरक रस्तापर गल्ल-गुल्ल सुनि आशा घरसँ निकलि डेढ़ियापर पहुँचलीह कि महरैलवालीक बाजब सुनलनि। डेढ़ियेपर ठाढ़ि भऽ कए सुनए लगलीह। महरैलवाली हड़ड़ीवालीकेँ कहलखिन- ''हम तँ आध पहर रातिये नहेलहुँ। अखन धरि अहाँ पछुआएले छी।''

हड़ड़ीवाली- ''अहाँ जेकाँ रातिमे कुकुड़ घिसियेने छलहुँ जे भोरे नहा पाक हएव।''

दुनू गोटेक गपकेँ दबैत तमोरियावाली जोर-जोरसँ पुतोहूकेँ कहैत रहथिन- तीनि दिनसँ बोखार छेलह तहन किअए भोरे ऐहन समएमे नहेलह?''

मुदा पुतोहू उत्तर नहि देलकनि। आशाकेँ मन पड़लनि जाड़सँ कँपैत गोपाल।

२.



कुमार मनोज कश्यप

मास्टर साहेब

परोपट्टा भरि मे मास्टर साहेब के नाम सँ चिन्हल जायवला भगवानबाबू आब एहि दुनिया मे नहि रहलाह --ई समाचार सुनिते भरि गामक लोकक बीच मे हुनकर व्यत्तिÂत्व आ कृतित्वक मादें क्रिया-प्रतिक्रिया होमय लागल । हुनकर अंतिम दर्शनक हेतु लोक सभ जुटऽ लागल ।

मास्टर साहेब नेनपन मे पढ़ेने तऽ हमरो छलाहृओ गामक स्कूल मे मास्टर आ हम गामक बच्चाहुनका सँ नहि पढ़ितौं तऽ जयतौं कतऽ ? हमरो मोन कहलक जे गुरूदेवक अंतिम-दर्शन कऽ अपन श्रद्धांजलि दऽ आबी । अपन बाल सखा आलोक सँ पुछलियै- ' चलबैं ?' ओ छुटितहिं मुँह बीचकबैत बाजल- 'धुर् ! की जाऊ देखय हुनका । तेना पढ़ेलनि जे कतहु गोड़ा नहि बैसल । ' ओकर स्वर मे विषाद तऽ स्पष्ट छलैक मुदा मुईनाहर के बारे मे एहन वत्तÂव्य तऽ साईत नहिये हेबाक चाही ।

पढ़ाई तऽ मास्टर साहेब के ठिके शून्ये छलनि। क्लास मे आबते ककरो ठाढ़ करा कऽ कहैत छलखिन कोनो पाठ जोर सँ पढ़ऽ आ अपने टेबुल पर पैर पसारि लगैत छलाह फोंफ काटऽ । जहाँ केयो कनेको बाजल किं एक दिस सँ सभ के छौंकिंया दैत छलखिन । बच्चा सभ मास्टर साहेब के 'दुख-हरणी '(पाकल बाँसक छौंकी) नामे सँ थर-थर कँपैत छल।

आलोक पर तऽ मास्टर साहेब के खास ध्यान रहैत छलैन । हुनकर घर आ स्कूल सटले छलै । जऽन-हरवाहक पनपीयाई स्कूले लऽ आबथि आ आलोक जा कऽ ओकरा सभ के पनपीयाई कराबय । एकदिन बहाना बनबैत कहबो केने रहनि जे हमर पढ़ाई छुटि जायत । मास्टर साहेब ओहो बहाना के विफल करैत कहने रहथिन - 'तों जो, ताबत हम पढ़ाई रोकने छी । ' ओकरा गेलाक बाद बाजल रहथि - 'कहुना कऽ बईलेलौं ओकरा । ओ क्लास मे रहैत तऽ ककरो पढ़ऽ नहि दैत ।' पनपीयाई पहुँचेबाक बाद व्रßमशहे आलोक मास्टर साहेबक कपड़ा खिचब सँ लऽ कऽ घरक अनयान्यो काज करऽ लागल ।

एक दिन मास्टर साहेब क्लास मे आबते आलोक के ठाढ़ होमय कहि कऽ ओकरा कहलखिन- 'अलोक ! काल्हि तोहर बाबू भेटल छलाह। कहैत छलाह जे आलोक हिन्दी मे बड़ कमजोर आछ से कने आहाँ ओकरा पर ध्यान दियौसाँझ मे एक घंटा पढ़ा देल करियौ । ' पेßर आदेशक स्वर मे बजलाह -'तों काल्हि सँ पाँच बजे साँझ मे हमरा ओतऽ आबि जायल कर पढ़बा लेल ।' सभ विद्यार्थी आलोकक मुँह दिस ताकऽ लागल छल । जे मास्टर साहेब क्लास मे नहि पढ़बैत छथिन से आलोक के ट्यूशन पढेथिन ककरो विश्वासे नहि होई ।

स्कूलक छुट्टी होईते तमतमायल आलोक सीधा अपन बाबू सँ जा कऽ पुछलकै जे मास्टर साहेब के की कहि देलियैन । ओ तऽ पहिने चवुßएलाह पेßर याददाश्त पर जोर दैत बजलाह--' अच्छा, अच्छा । अरे हम किंयैक कहबनि ट्यूशन पढ़ेबाक हेत ु। काल्हि चौक पर अपने कहऽ लगलाह जे आहाँक बेटा हमर विषय मे बड़ कमजोर आछ । ओकरा किंयैक नहि पठा दैत छियै हमरा ओतऽ पढ़ऽ लेलहम किं कोनो पाई लेबै। '

से मास्टर साहेब आब नहि रहलाह। हुनकर अंगना मे लोकक भीड़ बढ़ले जा रहल छल । जनि-जाति ओघढ़िया दऽ रहल छलपुरूष-पात्र अंतिम-यात्राक तैयारी मे जुटल छल । मास्टर साहेबक नश्वर शरीर भने पंच-तत्व मे विलिन भऽ जाउन ; मुदा हुनकर व्यक्तिßत्व के लोक कोना विसरि सकत ।

१.**राजदेव मंडल-जगदीश प्रसाद मंडलक उपन्यास उत्थान-पतनपर** २.जगदीश प्रसाद मंडल- उपन्यास-जीवन संघर्ष-२

१

**राजदेव मंडल**

**जगदीश प्रसाद मंडलक उपन्यास उत्थान-पतनपर**

नाटककार, कथाकार आ उपन्यासकारक रुपमे श्री जगदीश प्रसाद मंडलजी मैथिली साहित्यमे नूतन उर्जाक संग उपस्थित भेल छथि। हिनक जन्म १९५७ ई. मे भेल। विभिन्न पत्र-पत्रिकामे हिनक कथा, प्रेरक कथा उपन्यास सेहो प्रकाशित भऽ चुकल अछि।

एहि उपन्यास 'उत्थान-पतन' क माध्यमसँ लेखक गामक जिनगीकेँ यथार्थ आ नव रुपमे उपस्थित करबाक चेष्टा कएने छथि। गामक जड़ता, रीति-रिवाज, पावनि-तिहार, मूर्खता, विद्वता, अड़ि जाएबला भाव आ सहज स्वभाव आदि सहज रुपमे आबि गेल अछि।

तत्वक दृष्टिसँ देखल जाए तँ सर्वप्रथम कथावस्तु घ्यानकेँ आकृष्ट करैत अछि। कथावस्तु तँ सशक्त आधार अछि जाहिपर उपन्यासक कतेक रंगक प्रसाद ठाढ़ होइत अछि। जाहिमे जिनगीक श्वास रहब आवश्यक।

उत्थान-पतनमे गंगानंद, यमुनानंद, पंडित शंकर, सुधिया, ज्ञानचंद, भोलिया, विसेसर, भोलानाथ, सुकल, निलमणि, मोहिनी, रीता, महंथ रघुनाथ दास, लीला, दीनानाथ, गुलाब आदि अनेक पात्रसँ सज्जित भऽ अंचलक मार्मिक चित्र उपस्थित भेल अछि।

कथावस्तुमे बिच्छिन्न होइत गाम-घर आ टूटैत बेकती सबहक समस्याकेँ मार्मिक ढंगसँ अभिव्यक्ति कएल गेल अछि। उपन्यासक प्रारम्भ होइत अछि- ''गामे-गाम, कतौ अष्टयाम-कीर्तन तँ कतौ नवाह, कतौ चण्डी यज्ञ तँ

कतौ सहस्त्र चण्डी यज्ञ होइत। किएक तँ एगारहटा ग्रह एकत्रित भऽ गेल अछि। की हएत की नै हएत कहब कठिन। एकटा बालग्रह बच्चाकेँ भेने तँ सुखौनी लगि जाइत आ जहिठाम एगारह ग्रह एकत्रित अछि तइठाम तँ अनुमानो कम्मे हएत। परोपट्टा भगवानक नामसँ गदमिसान होइत।........ जाधरि लोक कीर्तन मंडलीक संग मंडपमे कीर्तन करैत ताधरि घरक सभ सुधि-बुधि बिसरि मस्त भऽ रहैत। मुदा घरपर अबितहि.......... बच्चाकेँ बाइस-बेरहट लेल ठुनकब सुनि। व्यथाककेँ दबैत सभ आँखिक नोर होइत बहबैत।''

सामाजिक उत्थान करऽ बला बेकतीकेँ गामक एहि परम्परा आ धार्मिक आडम्बरसँ संधर्ष करऽ पड़ैत अछि। लेखक अपना पात्रक द्वारा अंधविश्वासकेँ तोड़ि परिवर्तन अनबाक प्रयास कएने छथि।

साहित्यक भाषा होएबाक चाही जन-भाषा। जेकरा साधारण जन सहज रुपसँ पचा सकए। एहि उपन्यासक भाषा गाम-घरक बोलचालक भाषा अछि। जेकरा प्रयोग करैत काल सहजहि नव-नव शब्दक निर्माण भऽ गेल अछि। साधारण जनक बोली आ नूतन शब्दक प्रयोग एहि उपन्यासमे प्रचुरताक संग देखल जा सकैत अछि। कथोपकथनमे सहजता संक्षिप्तता आओर स्वभाविकता अछि। जेना एहि कथोपकथनपर दृष्टिपात कएल जा सकैत अछि-

''अगर दसखत कएल नइ होइत होअए तब?''

''तब की? औंठा निशान दऽ देतइ।''

''भाय दूटा समांग आएल अछि। दुनूकेँ काज कऽ दहक।''

''अच्छा थमहह। किरानी बाबूसँ गप्प केने अबै छी।''

कथोपकथन उपन्यासमे वर्णित जिनगीक अनुकूल अछि। दौड़ैत-पड़ाइत संसारमे बृहताकार उपन्यास पढ़बाक लेल समएक अभाव रहैत अछि। किन्तु भाषा आ शौलीमे जँ आकर्षणक गुण रहैत अछि तँ ओ जनमानसकेँ पढ़बाक लेल अपना दिशि घिचि लैत अछि। ताहि गुणसँ भरल-पूरल एहि उपन्यासक चित्रात्मक शैलीक एकटा उदाहरण देखल जा सकैत अछि।

''गौर वर्ण, रिष्ट-पुष्ट शरीर, घनगर मोंछ, बड़दक आँखि सन नम्हर-नम्हर आँखि सुकलक रहै। कोठीक गेटपर कान्हमे बन्दूक लटका ठाढ़ ड्यूटी सुकल सेठक करैत।''

एकहि वाक्यमे बहुत बात कहि देब लेखकक बिशेषता अछि। जेना-

“माथपर छिट्टा, दुनू हाथसँ दुनू भाग छिट्टाकेँ पकड़ने, दुलकी डेग बढ़बैत गुलाब, सैंया भेल किसनमा घुनघुनाइत आंगन दिशि लफड़ल चललीह।”

केहनो अकर्मण्य बेकती जँ पूर्ण मनोयोगक संग आर्थिक उन्नतिमे दत्तचित भऽ जाए तँ हुनक प्रगति होएब निश्चित भऽ जाइत अछि। एहि दर्शनकेँ देखेबाक प्रयत्न लेखक पात्र श्यामानन्द द्वारा कएलनि अछि। परिवर्तनशीलता संसारक निअम थीक। परिवर्तनशीलता संसारक निअम थीक। सामन्तवादसँ पूँजीवाद आ पूँजीवादक गर्भहिसँ समाजवादक जन्म सेहो होइत अछि। ई अलग बात जे पूँजीवादसँ साम्राज्यवाद सेहो पनपैत अछि।

सामाजिक उत्थान समितिक निर्माण कऽ लेखक ई देखबए चाहैत छथि जे टूटैत गामक लेल एकता आवश्यक भऽ गेल अछि। जाहिसँ एक-दोसराक सहयोग भेटतैक आ गामक सम्पूर्ण विकास होएतैक। सबहक संगे सामाजिक न्याय होएतैक। श्यामानन्द द्वारा आधुनिक यंत्रसँ कृषि कार्य होइत अछि। जाहिसँ ओ सम्पन्न किसान बनि जाइत अछि। एहि माध्यमसँ लेखक देखाबए चाहैत छथि जे अपनहुँ गाम-घरमे जँ बेकती विवेक आ कर्म निष्ठासँ काज करए तँ ओकरा अर्जन करबाक लेल दोसर प्रदेश नहि जाए पड़तैक आ पलायन रुकि जएतैक।

एखनहुँ गाम-घरमे पूर्ण ज्ञानक किरिण नहि पहुँचि सकल अछि। ताहि कारणे एक गाम दोसर गामसँ लड़ैत-झगड़ैत अपना विकासकेँ अवरुद्ध कएने रहैत अछि। बेमारीकेँ डाइन-जोगिन आ भूत-प्रेतक प्रकोप मानैत अछि। ई समस्या सभ सहजहि एहि उपन्यासमे उपस्थित भऽ गेल अछि। एहि तरहेँ देखैत छी जे लेखक गामक यथार्थ जिनगीक चित्र उपस्थित कएने छथि, संगहि आदर्श रुप सेहो दृष्टिगत भऽ रहल अछि।

2

जगदीश प्रसाद मंडल1947- गाम-बेरमा, तमुरिया, जिला-मधुबनी। एम.ए.। कथा (गामक जिनगी-कथा संग्रह), नाटक(मिथिलाक बेटी-नाटक), उपन्यास(मौलाइल गाछकफूल, जीवन संघर्ष, जीवनमरण, उत्थान-पतन,जिनगीक जीत- उपन्यास)। मार्क्सवादक गहन अध्ययन। मुदा सीलिंगसँ बचबाक लेल कम्युनिस्ट आन्दोलनमे गेनिहार लोक सभसँ भेँट भेने मोहभंग। हिनकर कथामे गामक लोकक जिजीविषाक वर्णन आ नव दृष्टिकोण दृष्टिगोचर होइत अछि।

जगदीश प्रसाद मंडल

उपन्यास

जीवन संघर्ष- 2

अमावास्या दिन। आइये साँझमे दिवाली आ निशांरातिमे कालीपूजा हएत। अखन धरिक जे काजक उत्साह सभमे रहै ओ ठमकि गेल। काजो आखिरी रूपमे अिब ओरा गेल। जहिना साल भरिक अध्ययनक आखिरी दिन परीछा दिन होइत, तहिना। कािल्ह धरि काजक गतिसँ चलैत रहल। जइ दिन जेहन काज तइ दिन तेहन रफ्तार। मुदा आइ तँ आखिरी दिन छी तँ काजक उनटा गिनती कऽ लेब जरूरी अछि। हो न हो किछु छुटि गेल हुअए। जँ छुटि गेल हएत तँ पूजामे बिध्न-बाधा पड़त। तहि दुआरे पूजा समितिक बैसार सबेर साते बजे बजौल गेल।

आठे दिनमे गामक चुहचुहिये बदलि गेल। जहिना हरोथ बाँसक जिड़ अधिक मोट रहितहुँ बीचमे भुर कम होइत मुदा आगू ओहिसँ पात रहनहुँ भूर बेसी होइत तहिना बँसपुरोमे बुझि पड़ैत। जखन पूजाक दिन आगू छल तखन काज बेसी आ जखन लग आएल तँ कमि गेल। कािल्हयेसँ गामक धी-बहीनि आबि रहल अछि। ओना गामक सभ अपन-अपन कुटुमकेँ हकार देने, मुदा अबैमे दिवाली बाधक बनल छलै। दिवाली दिन घरमे

नहि रहने भूतक बसेराक डर सबहक मनमे नचैत। जहिसँ आगू आरो पहपटि हएत। तँ गामक जे धी-बहीनि असकरूआ छलि ओ भरदुतिया ठेकना कऽ दिवालीक परात आओत। मुदा जेकरा घरमे दियादनी वा सासु अछि ओ किअए ने एक दिन पहिने आओत। नैहर छियै ने। कते दिन माए-बाप, भाए-भौजाइ आ गामक सखी-सहेलीसँ भेंट भेना भऽ गेल छैक। तहूँमे जेकर नैहरक परिवार जेरगर छै ओ तँ साले-साल वा सालमे दुइओ-तीनि बेरि आिब जाइत अछि मुदा, जेकर परिवार छोट छै, जइमे कम काज होइ छै, ओ तँ दस-दस सालसँ नैहरक मुँह-ऑंखि नै देखलक। गामक सौभाग्य जे काली-पूजा शुरू भेल। मुदा एकटा अजगुत बात भऽ गेलै। गामक धी-बहीनिसँ बेसी गामक सारि-सरहोजि आबि गेलै। गाममे बेसी साइर-सरहोजि ऐलासँ गामक चकचकिये बढ़ि गेल। जइसँ छौड़ा-मारड़िसँ लऽ कऽ बूढ़-पुरानक मुँहमे चौवन्नियाँ मुस्की आिब गेल। तहूँमे परदेशिया साइर-सरहोजि आिब कऽ तँ आरो रंग बदलि देलक।

दुखक दिन गाँआक कटि गेल। सुखक दिन आिब रहल अछि। किऐक तँ आठ दिन जे बीतल ओ ओहन बीतल जे ने ककरो खाइक ठेकान रहै आ ने सुतैक। मुदा, आब तँ सभ पाहुन-परकक संग अपनो पहुनाइये करत। मरदक कोन बात जे जनिजातियो खुशी जे भनसिया आिब गेल। नीक-निकुत खेनाइ, दिन-राति तमाशा देखनाइ, अइसँ सुखक दिन केहेन हएत। तहूसँ बेसी खुशी ई जे भरि मेला ने ककरो पैंइच-उधार करए पड़तै आ ने दोकान-दौरीक झंझट रहतै। किएक तँ दू दिन पहिने सभ अपन-अपन काज सम्हारि नेने छल। महाजनोक बही-खाता बन्न रहत। मुदा, दिवालीक बोहनिक दुख महाजनक मनमे जरूर हेतइ। कतबो रेड़गड़ मेला किअए ने होउ मुदा, दूध-दही, माछ-माउसक अभाव नै हएत। पाँच दिन पहिनहि सुधा दूधक एजेन्ट आ माद-माउसक व्यापारीकेँ एडभांस दऽ देने अिछ। तहूमे काली-पूजा छी। बिना बलि-प्रदाने पूजो कोना हएत। बँसपुराक जनिजातियो तँ ओते अनाड़ी नहिये अिछ जे जोड़ा छागर कबुला नहि केने होथि। पहिल साल पूजाक छी। बिना नव बस्त्र पहिरने पूजा कोना कएल जाएत आ धिया-पूजा मेला कना देखत? जँ से नइ हएत तँ कि देवीक अपमान नहि हेतनि।

जइ जगहपर काली मंडप बनल ओइ ठिमक आठे-दस कट्ठाक परती। सेहो आम जमीन। जइसँ एकपेरियासँ लऽ कऽ खुरपेरिया लगा सौंसे परती रस्ते बनल। ओइ परतीक पछिम-उत्तर कोनमे लोक फुटल-फाटल माटियोक बरतन आ कपड़ो-लत्ता फेकैत। पूब-उत्तर कोनमे धिया-पूजा झाड़ा फिरैत। दछिन-पछिम भागमे घसबाह सभ घास-घास खेलाइ दुआरे कतेको खाधि खुनने आ दछिन-पूब कोनमे कबड्डी आ गुड़ी-गुड़ीक चेन्ह दऽ घर बनौने। काली-पूजाक आगमनसँ सौंसे परती छीलि-छालि एक रंग बना देलक। जहि तरहक मेलाक आयोजन भऽ रहल अछि ओहि हिसावसँ जगहो छुछुन लगैत। मुदा रौदियाह समए भेने परतीक चारू भागक खेतक धान मरहन्ना भऽ गेलै, जेकरा काटि-काटि सभ अगते माल-जालकेँ खुआ नेने छलै। तँ मेलाक लेल जगहक कमी नै रहल। पनरह बघासँ उपरे खेतक आिड़-मेड़ि तोड़ि चट्टान बना देलक। अगर जँ से नइ बनौल जाइत तँ मुजफ्फरपुरक ओहन नाटकक अँटावेश कोना हएत? किएक तँ जइ पार्टीमे बाजा बजौनिहारसँ लऽ कऽ स्त्री पाट खेलेनिहारि धरि मौगिये संगीतकार आ कलाकार अछि। परोपट्टाक लोक उनटि कऽ नाटक देखए लेल आउत। तँ कमसँ कम पाँच बीघाक फील्ड देखिनिहार लेल चाहबे करी। से तँ भइये गेल। तइपर सँ वृन्दावनक रास सेहो अछि। नाटकसँ कनियो कम नै। एकपर एक कलाकार अछि।

मोट-मोट, थुल-थुल देह, हाथ-हाथ भरिक दाढ़ी-केश लऽ लऽ पार्टो खेलत आ नचबो करत। तँ देखिनिहारोक कमी नहिये रहत। मेल-फिमेल कौव्वालीक संग महिसोथाक मलिनियाँ नाच सेहो अछि। एकपर एक चारू। किअए ने धमगज्जर मेला लागत। पूजा-समितिक सभ सदस्यक मनमे खुशी होइत मुदा, एकटा शंका सबहक मनमे रहबे करै। ओ ई जे एत्ते भारी मेलाकेँ सम्हारल कोना जाए? कतबो गाँवा जी-जान लगौत तइओ लफुआ छौँड़ा सभ छअ-पाँच करवे करत। पौकेटमारो हाथ ससारबे करत। मुदा, की हेतै, मेला-ठेलामे कनी-मनी ई सभ होइते छै। केकरा के देखत आ ककर के सुनत। तहूमे रौतुका मसीम रहत की ने?

दोकानो-दौरीक आयोजन सेहो बेजाए नहि। दुनू ढंगक दोकान। पुरनो आ नवको। नवका समानक लेल न्यू मार्केट एक भाग आ दोसर भाग पुरना बजार बैसल। ओना अखन धरि दोकान-दौरी नीक-नहाँति नहि जमल अछि मुदा बेर टगैत सभ बनि जाएत।

न्यू मार्केटक चाक्-चिक्य दोसरे ढंगक अछि जइमे बिनुदेखलेहे समान बेसी रहत। दोकानदारी सभ बहरबैये रहत। ऐहन-ऐहन सुन्नर चूड़ी एहि इलाका लोक देखनौ हएत कि नहि कि नहि तेहन-तेहन चूड़ीक दोकान सभ आिब गेल अछि। देखिनिहारोकेँ आँखि उठि जाएत। किअए ने उठत? एते दिन देखैत छल जे चूड़ी स्त्रीगणे बेचै छलि अइबेरि देखत जे पुरूखो बेचैए। तइमे तेहन-तेहन फोटो सभ दोकानक भीतरो आ बाहरो लगौने अछि जे अनेरे आगूमे भीड़ लागल रहत। असली मनुक्ख छी आिक नकली से सभ थोड़े बुझत। फोटोए टा नहि गीतो गबैबला तेहन-तेहन साउण्ड-बक्स सभ सजौने अिछ जे सभ किछु बिसिर जाएत। चूड़ी बजारक बगलेमे चेस्टरक दोकान लगल अछि। चूड़ी बजारसँ कम थोड़े ओहो बेपारी सभ सजौने अछि। काल्हियेसँ ऐहन-ऐहन प्रचारक मशीन सभ लगौने अछि कियो थोड़े परखि लेत जे आदमीक मुँह बजै छै कि मशीन। परचारो कि अरही-सुरही छै। समानक संग-संग पहिरैक लूरि सेहो सिखबैत अछि। धन्यवाद आिह बनौनिहारकेँ दी जे हाथी सन-सन मोट देहसँ लऽ कऽ खिरकिट्टी देह धरिमे एक्के रंगक चेस्टरसँ काज चलि जाएत। तहूमे तेहन डिजेनगर सभ अछि जे एकटा छोड़ि दोसर पसन्दो करैक जरूरत नहि पड़त। जेकरा पाइ छै ओकरा एकटासँ मन भरत ओ तँ गेटक गेट कीनत। बिल्कुल औटोमेटिक। दामो कोनो बेसी नहिये रखने अछि जे समानक बिक्री कम होतै। मात्र एगारहे रूपैया। बेपारियो सभ तेहन ओसताज अछि जे पहिने पता लगा समान डिक देने अछि।

चेस्टरक दोकानक बगलेमे खेलौनाक बजार अछि। वाह रे खेलौना बनौनिहार आ पूँजी लगा व्यापार केनिहार। दस रूपैयासँ लऽ कऽ हजार धरिक। बन्दूक, तोप, रौकेट, हवाइ जहाजक संग बम साइजिक खेलौना सभसँ दोकान भरने अछि। देखैमे असलिये बुझि पड़त मुदा, अछि नकली। ओना असलेहे जेकाँ गोलियो छुटैत, अवाजो होइत आ उड़बो करैत अछि।

तीनिटा दाढ़ी केश बनवैबला बम्बैया शैलून सेहो आिब गेल अछि। तीनूमे महिले कारीगर। मरदे जेकाँ अपन रूप बनौने। मुदा, मरदोसँ बेसी फुरतिगरो आ बजबोमे चंगला। दाढ़ी कटबैकाल बुझिये ने पड़त जे उनटा हाथ पड़ैए आिक सुनटा। हाथो मरदे जेकाँ मुदा, कने गुलगुल बेसी। शैलूनक बगलेमे साड़ीक बाजार। साड़ियो सभ अजबे टँगने अछि। पुरजीमे रेशमी लिखि-लिखि सटने मुदा, पटुआ जेकाँ छल-छल

करैत अछि। कतौ ओचिला नहि, एकदम पलीन। तेहन-तेहन पटोर सभ रखने अछि जे बुझबे ने करबै ई भगलपुरिया रेशम छी कि पटुआक। प्लास्टिकक मनुक्ख बना तेहन सजौने अछि जे बुझि पड़त ऑंखिक इशारासँ दोकान अबैले कहैए।

राम-हिलोरा, मौतक कुऑं, हेलिकेप्टर, जवाइ-जहाज, रेलगाड़ी, दिल्लीक चौकक चरि पहिया, छह पहिया गाड़ीक दौड़ि-बरहा सभ अछि। मुदा, जखन न्यू मार्केट घुमिये लेलौं तँ बजार घुमिये लिअ। क्यो छपड़ीक दोकान बनौने तँ कियो फट्ठाक खूँटापर बातीक कोरो बना प्लास्टिक दऽ घर बनौने अछि। कियो तिरपाल टँगने अछि तँ कियो ओहिना घैला-डाबा इत्यादि माटिक बरतन पसारने अछि। दोकानदारो सभ सुच्चा ग्रामीण। ऍं ई तँ चिन्हरबे दोकानदार सभ छी। पहिलुके दोकान झुनझुनाबला बुढ़बाक छी। चालिसो बर्ख उपरेसँ झुनझुना बेचैए। आब तँ बुढ़हा गेल। दुनू परानी दुनू दिशि बैसि ताड़क पत्ता झुनझुनो बना रहल अछि आ खजुरक पातक पटिया, बीअनि सेहो सजौने अछि। तोरा तँ कनी कऽ चिन्है छियह हौ झुनझुनाबला।''

''बौआ चसमा लगौने छी तँ धकचुकाए छह। पहिने चसमा नै लगवै छलौं। ऑंखियो नीक छलाए। दू साल पहिने ऑंखि खराब भऽ गेल। तँ अहीबेर लहानमे ऑंखि बनेलौं।''

मुदा, झुनझुनावाली परेखि कऽ बाजलि- ''बौआ सोनमा रौ। जहियासँ परदेश खटै लगलैं तहियासँ नै देखलियौ। तूँ हमरा चिन्है छैं?''

''नै।''

तोहर मामाघर आ हम्मर नैहर एक्केठीन अछि। अंगने-अंगने झुनझुनो आ बिअनियो पटिया बेचै छी। अहीसे गुजर करै छी। आब तँ भगवान सब किछु दए देलनि। दूटा बेटा-पुतोहू अछि। सातटा पोता-पोती अछि। दुनू बेटा घर जोड़ैया (राज मिस्त्री) करैए। खूब कमाइए आब तँ अपनो ईटाक घर भऽ गेल। मुदा, दुनू परानी तँ जिनगी भरि यएह केलौं। आब दोसर काज करब से पार लगत। ओना दुनू भॉंइ मनाहियो करैए। मगर हाथपर हाथ धऽ कऽ बैसल नीक लागत। तँ जावे जीवै छी ताबे करै छी। तोरा माएसँ बच्चेसँ बहिना लागल अछि। जहिया तोरा घर दिस जाइ छी तहिया बिना खुऔने थोड़े आबए दइए। माएकेँ कहि दिहैन जे अपनो दोकान मेलामे अछि। तोरा कइअ टा बच्चा छौ?''

''एक्केटा अछि।''

''एकटा झुनझुना बौआले नेने जाही।''

''ओहिना नै लेबौ मौसी। अखैन हमरो संगमे पाइ नै अछि आ तोहूँ दोकान लगैबते छैं। बिकरी बट्टा थोड़े भेलि हेतौ।''

"रओ बोहनिक सगुन ओकरा होइ छै जे इद-बिद करैए। हम तँ अपन पोताकेँ देब। तइ लए बोहैनक काज अछि।"

दोसर दोकान रमेसराक लोहोक समान आ लकड़ियोक समानक अछि। हँसुआ, खुरपी, टेंगारी, पगहरिया, कुड़हड़ि, खनती, चक्कू, सरौता, छोलनीक संग-संग चकला, बेलना, कत्ता, रेही, दाइब, खराम, बच्चा सभक तीन पहिया गाड़ीक दोकान लगौने अछि। असकरे रमेसरा समान पसारि खूँटामे **ओगठि,** टाँग पसारि बीड़ी पीवैत अछि।

"रमेसरा रौ। सुनने रहियौ जे तोहूँ दिल्ली धए लेलेँ।"

"धुड़ बूड़ि, दिल्ली हौआ छियै। जहिना लोक कहै छै ने जे दिल्लीक लड्डू जेहो खाइए सेहो पचताइए आ जे नै खेलक सेहो पचताइए। दिल्लीसेट सभकेँ फुलपेंट, चकचकौआ शर्ट, घड़ी, रेडियो, उनटा बावरी देखि हमरो मन खुरछौही कटए लगल। गामपर ककरो कहवो ने केलियै आ पड़ा कऽ चलि गेलौं। अपने जातिक -बरही- ऐठाम नोकरी भऽ गेल। तीन हजार रूपैया महीना दरमाहा आ खाइले दिअए। मुदा तते खटबे जे ओते जँ अपने गाममे खटलासँ कतेक बेसी होइए। घुरि कऽ चलि ऐलौं। जहिया सुनलियै जे अपनो गाममे काली-पूजाक मेला हएत तहियासँ एते समान बनौने छी। कहुना-कहुना तँ चारि-पाँच हजारक समान अछि। कोनो कि सड़ै-पचैबला छी जे सड़ि जाएत। तोरा सभकेँ ने बुझ पड़ै छौ जे दिल्लीमे हुंडी गारल अछि। हम तँ एक्के मासमे बुझ गेलियै। जखन अपना चीज-बौस बनबैक लूरि अछ तखन अनकर तबेदारी किअए करब। अपन मेहनतसँ मालिक बनि कऽ किअए ने रहब। तू सभ ने अनके कोठा आ सम्पत्ति कऽ अपन बुझै छीही। मुदा, ई बुझै छीही जे धनिकहा सभ तोरे मेहनत लूटि कऽ मौज करैए। अखैन जो, कनी दोकान लगबै छी।"

"ई तँ रौदिया भैयाक चाहक दोकान बुझि पड़ैए। अपने दोकान खोललह भैया?"

"हँ, बौआ। गामक मेला छी। एकर भीड़-कुभीड़ तँ गौँऐपर ने पड़त। ओहिना जे टहलैत-बुलैत रहितौं, तइसँ नीक ने जे दू पाइ कमाइयो लेब आ मेलाक ओगरबाहियो करब।"

"बेस केलह। बरतन-वासन अपने छेलह?"

"नहि। रघुनाथ लग बजलौं तँ वएह अपन पुरना सभ समान देलक।"

"रघुनाथक दोकान तँ बड़ स्टेनडर भऽ गेलै।"

"चाहे दोकानक परसादे तीनिटा बेटिओक विआह केलक आ ईंटाक घरो बना लेलक।"

"वाह बड़ड सुन्दर, बर बेस।"

कते छोटका दोकानदार छपड़ियो ने बनौने। कातिक मास रहने ने वेसी गरमी आ ने वेसी जाड़। तहन किअए अनेरे बाँस-बत्ती कीनि घर बनौत। दूटा बाँसक खूँटा गाड़ि उपर बल्ला दऽ देत। ओहिपर केराक घौर टाँगि बेचत। कचड़ी पापड़ फोफी लेल माटियेमे चुल्हि खुनि लोहिया चढ़ा बनौत। मुरही पथियेमे रखि डिब्बासँ नापि-नापि बेचत। झिल्ली बनवैक साँचा तँ सभकेँ रहितो ने छै, जे बनौत।

झंझारपुरक आ मधेपुरक दस-बारहटा दोकानदार आिब कऽ मेलाक चुहचुहिये बदलि देलक। गहिकियो चिन्हरवे आ दोकानदारो सएह। तँ सभसँ नीक कमाइ ओकरे सभकेँ हएत। नगद-उधार सभ चलतै। एक पाँतीसँ सभ दोकान बना रहल अछि।

पितोझिया गाछ लग के झगड़ा करैए। कनी ओकरो देखि लिअए। अरे ई तँ दुनू परानी ढोलबा छी। "ऐना किअए ढोल भाय अिबते-अबिते ढोल जेकाँ दुनू परानी ढवढ़बाइ छह?"

अवाज दाबि ढोलबा बाजल- "हौ भाय, देखहक ने अइ मौगियाकेँ, मेलासँ जेकरा जे हानि-लाभ होउ मुदा हमरा तँ सीजिन पकड़ाएल अछि। आगूमे छठि अछि। परोपट्टाक लोक तँ कोनियाँ, सूप, छिट्टा, डगरी कीनबे करत। ओइ हिसावसँ ने समान बनवैत। से कहैए जे तीसे गो छिट्टा-पथिया मिला कऽ अछि। अट्ठारह गो सूप आ गोर पचासे कोनियाँ अछि। **उँटक** मुँहमे जीरक फोरनसँ काज चलत?"

"अइ लेल झगड़ा किअए करै छह? फेरि लऽ अनिहह।"

ढोलबा कने गम खेलक मुदा, झपटि कऽ तेतरी बाजलि- "अइ मरदावाकेँ एक्को मिसिया बुइध छै। एतनो ने बुझैए जे आठे दिनमे कते बनवितौ। दूटा ढेनमा-ढेनमी अछि ओकरो सम्हारए पड़ैए। ई तँ भरि दिन बाँस, बत्ती, कैमचीक जोगारमे रहैए। कोनो कि बजारक सौदा छियै जे रूपिया नेने जाइतौं आ कीनि अनितौं।"

ढोलबा- "तूँ नै देखै छीही जे महिनामे पनरह दिन, काजक दुआरे नहेबो ने करै छी। तोँही छातीपर हाथ राखि बाज जे एक्को दिन टटका भात-तीमन खाइ छी। डेढ़ बजे दू बजे हकासल-पियासल बाँस आनै छी, तखन गोटे दिन नहाइ छी ने तँ नहिये नहाइ छी। धड़-फड़ा कऽ खाइ छी आ काजेमे लगि जाइ छी। निचेनसँ बीड़ीयो-तमाकुल नइ खाए-पीबए लगै छी। खा कऽ अराम केकरा कहै छै से तँ दिनकेँ सिहिनते लागल रहैए। तूँ की बुझबीही जे बाँस टोनै, फाड़ै, गादि लइमे कते भीर होइ छै। बैसल-बैसल बानि चलबै छै तँ बुझि पड़ै छौ एहिना होइ छै। ई थोड़े बुझै छीही जे उठ-बैठ करैत-करैत जाँघ चढ़ि जाइए। अइसँ हल्लुक सए बेरि डंड-बैठकी करब होइ छै। एते काज केला बाद जा कऽ बैसारी काज अबैए। बैसियो कऽ कारा-कैमची बनैबते छी। गुन अछि जे ताड़ी पीबै छी तँ मन असथिर रहैए। मूड फरेस रहैए। तँ ने कोनो काज उनटा-पुनटा होइए। ने तँ केकर मजाल छियै जे एक्के दिनमे एते रंगक काज सरिया कऽ कए लेत। अच्छा हो, दोकान लगा। दोकान की लगेमे, कोनियाँकेँ तीनि मेल बना ले। डगरी, सूप तँ एक्के रंग छौ आ छिट्टाकेँ दू मेल बड़का एक भाग छोटका एक भाग कऽ के लगा ले। पाँच गो रूपैया दे कनी ताड़ी पीने अबै छी।"

"अखैन रौद चरहन्त छै। अखैन जे ताड़ी पीबैले पाइ देवह से कि हमरा गारि सुनैक मन अछि।"

"ऑंइ गै मौगिया, तोरा बजैत एक्को पाइ लाज नै होइ छौ जे पुरूख रहितो घरक भार सुमझा देने छियौ। संगीयो-साथी सदति काल किचाड़ैए।"

"अच्छा रूपैया दइ छिय, मुदा फेरि बेरू पहर नै मंगिहह। जाइ छह ते जा मुदा झब दऽ अबिहह। मेला-ठेला छियै असकरे हम दोकान चलाएब कि बेदरा-बुदरी सम्हारब।"

"से कि हम नै बुझै छियै, मुदा दसटा दोस-महिम अछि। अगर भेंट-घॉंट भऽ जाएत तँ कि कुशलो-क्षेम नै करब।"

बँसपुराक लड़कीक संग जे दुरबेबहार सिसौनीक दुर्गा-स्थानमे भेल ओहि घटनाक समाचार तरे-तर चारू भरक गाममे पसरि गेल छल। जेकर टीका-टीप्पणी गामे-गाम होइत छल। मुदा, एक रूपमे नहि। अधिकतर लोक एिह घटनाकेँ निन्दा करैत तँ अल्पांश मनोरंजन कहैत। किछु गोटे फैशन बुझि पाछुसँ अबैत बेबहार मानि बजवे ने करैत। मगर सभ किछु होइतो सिसौनीबला बँसपुराबलासँ सहमल। ऐहन घटना आगू नहि हुअए तहि लेल सिसौनीक बुद्धिजीवी सबहक मनमे खलबली मचि गेल। सिसौनिएक दयानन्द दरभंगा कओलेजमे प्रोफेसरी करैत छथि। गामक लोक तँ हुनका एकटा नोकरिहरा बुझैत छन्हि, मुदा, कओलेजमे छात्रोक बीच आ शिक्षकोक बीच प्रतिष्ठित व्यक्ति बुझल जाइत छथि। अइबेर ओ दुर्गा-पूजामे गाम नहि आिब संगीक संग रामेश्वरम् चलि गेल छलाह। मुदा, बालो-बच्चा आ पत्नियो गाम आइल रहनि। वएह सभ रामेश्वरम् सँ एलापर घटनाक जानकारी देलकनि। घटना सुनि प्रोफेसर दयानन्द मने-मन जरि गेलाह। गुम्म-सुम्म भऽ सोचए लगलथि जे ई कोन तमाशा भऽ गेल जे धरमक काजक दौर ऐहन अधर्म भऽ गेल। कोना लोकक मनमे धरमक प्रति आदर रहत। धर्मस्थलमे जँ ऐहन-ऐहन वृत्ति होयत तँ कैक दिन ओ स्थल जीवित रहत? ककरो माए-बहीनि कोनो घरसँ निकलि देबस्थान पूजा करए वा साँझ दिअए आओत। जते घटनाकेँ टोब-टाब करति तते पैघ-पैघ प्रश्न मनकेँ हौड़ए लगलनि। मुदा, जे समए ससरि गेल ओ उनटियो तँ नहि सकैत अछि। कोन मुँहे ओहि गाम पएर देब। लोक की कहत? ओहू गामक (बँसपुराक) तँ अनेको विद्यार्थी पढ़बो करैत अछि आ पढ़ि कऽ निकललो अछि। ओ सभ की कहैत हएत। मुदा, आगू ऐहन घटना नहि हुअए तेकर तँ प्रतिकार कएल जा सकैत अछि। पाप तँ प्राश्चितेसँ कटैत अछि। तहूमे अगुरबारे बँसपुरासँ काली-पूजाक हकार-कार्ड सेहो आिब गेल अछि। तत्-मत् करैत मनमे एलनि जे एकटा बेंग मरलासँ लोक इनारक पानि पीवि तँ नहि छोड़ि दैत अछि। ओकरा निकालि गंधकेँ मेटबैक उपाइ करैत अछि। बँसपुराक काली-पूजाक आरंभ सेहो सिसौनिएक घटनाक प्रतिक्रिया स्वरूप भऽ रहल अछि। हो न हो ऐकरे जबावमे ओहो सभ ने घटना दोहरा दिअए?

काली-पूजा शुरू होइसँ तीन दिन पहिने प्रो. दयानन्द गाम आिब, बीना कोनो मान-रोख केने गामक पढ़ल-लिखल उमरदार सभसँ सम्पर्क कए कहलखिन- "किछु गोटे गामक प्रतिष्ठा बुझबो करैत छलाह आ किछु गोटे

बुझौलासँ बुझलनि। बुझला बाद एकमुँहरी सभ गाममे बैसार कए एकर निराकरण करैक विचार व्यक्त केलकनि। दयानन्दक मनमे आगू डेग बढ़बैक साहस जगलनि। साहस जगितहि कओलेजक विद्यार्थी सभकेँ बैसार करैक भार देलखिन। दू दिन समए बीति गेल। जइ दिन काली-पूजा शरू होएत तहि दिन भोरे सात बजे बैसार भेल।

सात बजेसँ पहिनहि दुर्गेस्थानमे सभ एकत्रित भेलाह बैचारिक रूपमे गाम दू फाँक जेकाँ भऽ गेल। तँए अपन-अपन विचारकेँ मजबूत बनबैक विचार सभक मनमे। तीनू कार्यकर्ताक -जे सभ घटनामे शामिल रहए- पिता बैसारमे नहि आएल। नहि अबैक कारण विरौध नहि लाज होय। तहूमे जखनसँ प्रो. दयानन्द दरभंगासँ आिब घटनाक चर्चा चलौलनि तखनेसँ मुँह नुकबए लगल। मुदा, मौलाइल घटना पुन: पोनगि गेल। ओना गामक एक ग्रुप, जेकरा कुकर्मी ग्रुप कहि सकै छियै, बल प्रयोगक योजना तरे-तर बनौने रहै। जहिसँ कोनो रस्ते ने गाममे खुजतै। मुदा, गामक विशाल समूहक, जे अधला काजसँ घृणा करैत, एक रंगाह विचार। एक तरहक विचारक पाछु कते तरहक सोच अछि। किछु गोटेक सोच जे गाममे एकटा कुकर्मी समाज अछि जे सदतिकाल किछु नहि किछु करिते रहैत अछि। परोछा-परोछी तँए एक-दोसरकेँ गारि पढ़ैत अछि मगर, बेर ऐलापर सभ एक मुहरी भऽ जाइत अछि। तँए घटना ओहन अस्त्र छियै जहिसँ आिह समाजकेँ काटि-काटि लतिऔल जा सकैत अछि। किछु गोटेक विचार जे जहिना तीनू गोरे दसगरदा जगहपर जुल्म केलक तहिना समाजक बीच लतिऔल जाए। किछु गोटेक विचार जे हम सभ मनुष्यक समाजमे रहै छी नहि कि जानवरक समाजमे। तँए मनुष्यक समाज बने। भलेहीं मनुष्यक समाज बनबैक जे प्रक्रिया होइत अछि आिह प्रक्रियाकेँ क्रियान्वित कएल जाए। ललबाक विचार सभसँ भिन्न। किएक तँ जहि लड़कीक संग दुरबेबहार भेल छलै ओ ओकर ममिऔत बहीन। ललबा कलकत्तामे **डाइबरी** करैत अछि। दुर्गापूजामे गाम आएल रहै। जहि दिन घटना भेल ओइ दिन ओ बुझबे ने केलक। जखैनसँ बुझलक तखैनसँ देहमे आिग लगि गेलै। मनै-मन योजना बना नेने रहए जे धनिकक टेरही कोना झाड़ल जाइ छै से समाजकेँ देखा देब। नीक मौका। हाथ लागल हेन। मुदा, मनमे इहो शंका होय जे दयानन्द कक्काक आयोजन छियनि जँ कहीं आगूमे आिब जेताह तँ सभ विचार चौपट भऽ जाएत। सोचैत-विचारैत तँइ केलक जे चाहे जे होय मुदा, बिना जुत्तियौने नहि छोड़ब। भलेहीं जिनगी भरि जहलेमे किअए ने रहै पड़ै।

गामक सभ टोलक लोक, गोटि-**पंगरा** छोड़ि, बैसारमे आइल। प्रो. दयानन्द उठि कऽ ठाढ़ भऽ कहए लगलखिन- "अइ बेरक दुर्गा-पूजामे जे घटना गाममे घटल ओ समाजक लेल बड़का कलंक छी। एहि घटनाकेँ जत्ते निन्दा कएल जाए ओते कम होयत। कते गोटे बुझैत हेबइ जे अनगाँवा लड़की छल मुदा, ई बुझब हमरा सबहक पलायनवादी विचार हएत। जइसँ रंग-विरंगक अधलासँ अधला घटना रहत आ हम सभ मुँह तकैत रहब। तँए ऐहन-ऐहन घटनाकेँ रोकए पड़त।"

विचहिमे जे ग्रुप हंगामा करए चाहैत छल उठि-उठि हल्ला करए लगल। हल्ला देखि सभ उठि कऽ ठाढ़ भऽ विरोध करए लगल। ललबा प्रो. दयानन्द दिशि तकलक। दयानन्द मुँहक रूखि तँ नहि बदलल मुदा, नोरसँ आँखि, करिया मेघ जेकाँ, लटकि कऽ निच्चाँ मुँहे जरूर भऽ गेल दलनि। बिजलोका जेकाँ ललबा चमकि कऽ फाँइट चलबए लगल। तीनूकेँ असकरे ललबा मारि कऽ खसा देलक। जाबे सभ शान्त भेल ताबे तँ

तीनूक गाल-मुँह फुइल गेल मुदा, तइयो ललबाक गरमी कमल नहि। जहिना खून केनिहारकेँ आरो खून करैक गरमी खूनमे अिाब जाइत तहिना ललबोकेँ भेल। मुदा, चारू दिससँ सभ पकड़ि घिचने-घिचने कात लऽ गेल। दुनू हाथ पकड़ि दयाबाबू फुसफुसा कऽ कहलखिन- "अगर समाजमे एक्कोटा बेटा अन्यायक खिलाफ अपनाकेँ उत्सर्ग कऽ देत तँ सैकड़ो बेटा धरतीमाता गोदमे पैदा भऽ जाएत। मन थीर करह। ओना समाजक सभ तरहक समस्याक समाधान खाली मारिये टा सँ नहि होएत आ ने केवल पनचैतियेसँ हएत। किएक तँ समस्या दू तरहक होइत अछि पहिल घटना विशेषक परिस्थिति विशेषक होइत जबकि दोसर सत्ता-विशेष वा व्यवस्था विशेषक होइत अछि। अखुनका जे समस्या अछि ओ व्यवस्था विशेषक छी तँ ऐहन समस्याकेँ बलेसँ रोकल जा सकैत अछि। नहि तँ कोनो नहि कोनो रूपमे चलिते रहत, मरत नहि।"

प्रोफेसर दयानन्दक विचार सुनि ललबा बाजल- "कक्का, अहाँ लग किछु बजैत संकोच होइए मुदा, आइ तीनूक खून पीवि लितिऐक। भलेहीं जिनगी भरि जहले किअए ने कटितौं। फाँसियेपर किअए ने चढ़ितौं। की लऽ कऽ एलौं आ कि लऽ कऽ जाएब। जखन मरनाइ अछये तँ लड़ि कऽ किअए ने मरब जे सड़ि कऽ मरब।"

ललबाक बात सुनि मुस्कुराइत प्रो. दयानन्द कहलखिन- "अल्होमे लोक गवैत अछि 'रनमे मरे दोख नहि लागे।' तहिना महाभारतमे व्यासोबाबा कहने छथिन जे इन्द्रासनक अधिकारी वएह छी जे अन्यायक विरूद्ध रनक्षेत्रमे ठाढ़ भऽ अपन बलि चढ़ौत। मुदा, जे भेल से उचित भेल। एहिसँ आगू नहि बढ़ह। अगर जँ एहिसँ सुधरि जाएत तँ बड़बढ़ियाँ नहि तँ ओकर फल आन थोड़े भोगत। तूँ एतै रहह।"

कहि आगू बढ़ि दयानन्द सोचए लगलाह जे समाजक अध्ययन नीक नहाँति नहि भेल अछि। लोकक जे रूखि बनि गेल अछि ओ कखनो बेकाबू भए सकैत अछि। तँ सभकेँ गामपर जाइले कहि दिअए। कहि तँ देलखिन मुदा कियो मैदान छोड़ै लऽ तैयार नहि भेल। सभ अड़ल। विचित्र स्थितिमे अपनोहु पड़ि गेलाह। मनमे नाचए लगलनि जे सभसँ पहिने हमहीं कोना मैदान छोड़ि देब। मुदा, रहनहुँ तँ लोक मानि नहि रहल अछि। दोहरा कऽ कहलखिन- "सभ गोटेक परिवार आइयेसँ नहि बहुत दिनसँ एकठाम रहैत एलहुँ आ आगुओ रहब। तँ सभकेँ मिलि-जुलि रहैक अछि। ककरो संग कियो अधला करबै तँ झंझट हेबे करत। एक परिवारक झगड़ा गामक माने समाजक झगड़ा बनि जाइत अछि। तँ झगड़ाकेँ रोकैक उपाए एक्केटा अछि जे ओहन कारणे ने उठै जहिसँ झगड़ा हुअए।"

कहि घर दिसक रास्ता पकड़लनि। मुदा सभ मैदानमे डँटले रहल। प्रो. दयानन्दक विचारक असरि तेनाहे सन लोकक मनपर पड़ल। किऐक तँ ऐहन-ऐहन घटना पूर्वमे अनेक भऽ चुकल अछि। जे सबहक मनमे उपकए लगल। दयानन्द बाट धेने आगूओ बढ़ल जाइत आ पाछु घुरि-घुरि सेहो देखथि। जे फेरि ने कहीं पटका-पटकी शुरू हुअए। ओना ककरो हाथमे ने लाठी अछि आ ने हथियार मुदा, देह तँ छैक। पाँच बीघा आगू बढ़लापर पेशाब करैक लाथे बैसि हिया-हिया देखथि। जे कियो हाथ-पएर ने तँ फड़कबैए। मुदा, से नहि देखथि। पहिने पारि खेलहा सभ मैदान छोड़लक। पाछुसँ सभ अपन-अपन रास्ता धेलक। ठंढ़ाएल रूखि देखि अपनो उठि कऽ विदा भेलाह।

घरपर आिब प्रो. दयानन्द पत्नीकँ कहलखिन- ''बँसपुरा जाइक समए दसे बजेक बनौने छलहुँ मुदा, बैसारेमे बेसी समए लगि गेल। तँ आब नहाए नहि लगब। झब दऽ खाइले दिय। ताबे हाथ-पएर धोइ लइ छी।''

पतिक बात सुनि पत्नी किछु नहि बजलीह। बुझल रहनि जे ऐना कते दिन भेल अछि जे काजक धड़फड़ीमे नहाइये नहि लगैत छथि।

नउ बजे। बगुरबोनीक भगत कफलाक संग बँसपुरा काली-स्थान पहुँचल। भगतजीक हाथमे लोटा आ जगरनथिया बेंत। डलिबाह मनटुनक हाथमे सिक्कीक चौड़गर चंगेरी, जे मधुबनी बजारमे कीनने रहै। चंगेरीमे फूल-अछत, अगरबत्ती आ सलाइ रखने रहै। निरधनक कन्हामे मिरदंग लटकल। सविया आ सैनियाक हाथमे झालि। सोमनाथ हाथमे एकटा बसनी; सरही आमक पल्लो आ पान-सातटा सुखल कुश। बुधबाक कान्हपर एकटा मुँठवासी बाँस, जेकरा छीपमे आठ रंगक पताका आ तीन हाथ जड़िसँ उपर ओहने रंगक कपड़ा टुकड़ा बान्हल। सभ एक सूरे 'काली महरानीक जय' क नारा लगबैत।

पूजा समितिक सदस्य बैसि अपन काजक हिसाब लगबैत रहै। छलगोरिया मुरतीक अंतिम परीक्षण मंडपमे करैत रहए। भगतजीक क्रिया-कलाप देखए लेल एक्के-दुइये लोक जमा हुअए लगल। पूजा समितिक सदस्य अपन हिसाब-वारी रोकि भगतजी सभकँ देखए लगल। काली मंडपक ओसारपर भगतजीक मेड़िया सभ अपन-अपन समान रखि हाथ-पएर धोय लेल बगलेक पोखरि विदा भेल। अछीजल भरै लेल सोनमा वसनी लऽ लेलक। भगतजीक हाथमे लोटा। हाथ-पएर धोय सभ कियो काली मंडपक आगू आिब एकटंगा दऽ दऽ गोड़ लगलकनि। गोड़ लागि निरधन मिरदंग चढ़बए लगल। सैनियाँ, रविया झालि बजबए लगल। पोखरिसँ आिब भगतजी हाथमे लोटा नेने ठोर पटपटबैत मंउपक आगू ठाढ़ भऽ आँखि बन्न कऽ सुमिरन करए लगल। बुधवा मंडपक आगूमे थोड़े हटि कऽ धुजा गाड़ए लगल। बरसपतिया भगैत उठौलक- ''हे काली मैया।'' जना सभ काजक बँटबारा पहिने कऽ नेने हुअए तहिना। ठाढ़े-ठाढ़ भगतजी देह थरथरबए लगल। गोसाँइ आबि गेलखिन। भगतजीक आगूमे डलिबाह दुनू हाथे डाली पकड़ने। थोड़े कालक बाद भगतजी चंगेरीमे सँ फूल-अछत लऽ उत्तर मुँहे खूब जुमा कऽ फेकलक। फेरि फूल-अछत लऽ गंगाजीक नाओ लऽ दछिन मुँहे फेकलक। चारि मुट्ठी चारू दिस फेकि पाँचम मुट्ठी उपर फेकि जोरसँ बाजल- ''ओ..... ओ.....। कहि अपन परिचए कालीक नाओसँ देलक। कालीक नाओ सुनि डलिबाह बाजल- ''हे माए, किछु वाक् दिऔ?''

भगत- ''अइ जगहक भाग्य जमि गेल। एकरा निच्चाँमे साक्षात् गंगाजी बहै छथिन ई स्थान बनने, गाममे कोनो डाइन-जोगिनक किछु नहि चलत। एते दिन गामक लोक बड़ कलहन्तमे रहै छलै मुदा, आब सभ खुशीसँ रहत। कोनो कुशक कलेप ककरो नै लगत।''

गामक खुशहाली सुनि पूजा समितिक सभ सदस्यक मनमे नव आनन्दक जन्म भेल। देवनाथ पूछलक- ''हे माए, अहाँ की चाहै छी?''

"ई स्थान हमर छी। अखन धुजा गारि पीरी बनेलौं। सभ दिन पूजो करब आ बेरागने-बेरागन गोसाँइ खेलब। जेकरा जे कोनो उपद्रव देहमे हेतै ओ डाली लगौत। फूल दइते छुरि जेतइ।"

धुजा गारि, पीरी बना बुधबा तुलसियो गाछ रोपि देलक। समितिक सभ चुपचाप भऽ देखैत रहै। ककरो मनमे कोनो शंके नहि उठल। किएक तँ अनेको स्थानमे गहवरो रहैत अछि। मुस्की दैत देवनाथ पूछलक- "हे मैया, अपन कोनो पहचान दिऔ?"

झपटि कऽ भगत बाजल- "तू जे जानक बदला जान गछने रहह से देलह। जखैन जान गड़ूमे रहह तखैन के बचौने रहह। गड़ू मेटा गेलह तँ सभ किछु बिसरि गेलह। अखनो धरि जे बचल छह से स्त्रीऐक धरमे। जेहने तोहर स्त्री धरमात्मा छह तेहने तू पापी छह। ओकरे धरमे अखन धरि बचल छह। नइ तँ कहिया ने तोहर नाश भऽ गेल रहितह।"

भगतक बात सुनि देवनाथक मनमे लड़कीबला घटना ठनकल। मुदा, किछु बाजल नहि। चुपचाप दुनू हाथ जोड़ि बाजल- "हे माए, बिसरि गेल छलौं भने मन पाड़ि देलह।"

देवनाथपर सँ नजरि हटा भगत जोगिनदरकेँ कहलक- "तूँ जे कबुला केलह से देलह। जखैन जान उकड़ूमे फँसल रहह तखन कते बेर कहि कऽ गछने रहह। ओना तोहर बारह आना ग्रह कटि गेलह सिर्फ चारि आना बँचल छह। तेँ दान-पुन कऽ कऽ जल्दी ओकरो मेटाबह।"

जोगिनदरकेँ ओहि रातिक घटना मन पड़ल जहि राति रूपैया लऽ सेठक ऐठामसँ पड़ाएल रहै। दुनू हाथ जोड़ि बाजल- "हे मैया, ठीके बिसरि गेल छलौं। जलदिये तोहर कबुला पूरा करबह।"

बीच-बचाव करैत डलिवाह बाजल- "आइ पहिल दिन गोसाँइ जगबे कएलाह अइसँ बेसी आब कोनो काज ने हएत।"

डलिबाहक बात सुनि भगत उत्तर मुँहे ठाढ़ भऽ दुनू हाथ उठा आँखि मूनि लेलक। काली देहसँ निकलि गेलखिन। सामान्ये आदमी जेकाँ भगतो भऽ गेल। झालि-मिरदंग, भगैत सेहो बन्न भऽ गेल। आँखिक इशारासँ भगत डलिबाहकेँ कहलक- "काज सुढ़िआइल अछि।"

आँखिक इशारासँ डलिवाह उत्तर देलक- "हँ।"

समितिक सदस्य भगत लगसँ हटि पुन: बैसारमे आबि गेल। मुदा, एकटा नव समस्या समितिक सामने उपस्थित भऽ गेल। समस्या ई जे कि गहबरो बनौल जाए आकि धुजा उखारि कऽ फेकि देल जाए। मुदा, दुनू तरहक विचार उठि गेल। किछु गोटे गहवरक समर्थनो केलक आ किछु गोटे विरोधो केलक। बीचमे मंगलकेँ किछु फुरबे ने करै। मने-मन सोचै जे ई तँ बेरि परक भदबा आबि गेल। जँ मनाही करब तँ शुभ

काज अशुभेसँ शुरू हिएत। जँ नहि करब तँ सभ दिना भदवा टाढ़ भऽ जाएत। भगतकेँ मंगल चिन्हतो नहि रहए मुदा, बगुरबोनीक भगतक विषएमे बुझल रहै जे एकटा कोखिया गुहारि केनिहार भगत जहल गेल रहए।

क्रमश: ........

१.बेचन ठाकुर-नाटक छीनरदेवी- आगाँ २.सरोज ‘खिलाडी’- नाटक- ललका कपड़ा

१



बेचन ठाकुर

नाटक छीनरदेवी- आगाँ

दृश्य चारिम

(स्थान- सुभाष ठाकुरक आवास। सुभाषक पीसा घटकराज ठाकुर थिकाह। दुनू आदमी दलानपर बैसि कऽ गप-सप्प करैत छथि। ललन चश्मा आ फाटल- चिटल वस्त्र पहिर बताह भेषमे एम्हर-ओम्हर, दर्शकक बीचमे घुमि रहल अछि।)

घटकराज- बौआ, रातिमे किएक फोन कएने रही? तखन हम गामपर नहि रही, पोखरि दिशि गेल रही।

सुभाष- की कहियऽ पीसा। कहैत लाजो होइत अछि। मुदा कहबह नहि तँ बुझबहक कोना? हओ, ललनमाकेँ छीनरदेवी लागल अछि तँ ओ बतहपनी करैत अछि। एगो नीक भगत कहलनि जे

एकर बियाह जल्दी कर, ठीक भए जेतौक। एहि विषयमे गप केनाइ अनिवार्य छल। एकरा लेल केतौ लड़िकीक जोगार करहक।

घटकराज- बौआ, हमरा लग लड़िका-लड़िकीक जुगार सदिखन रहितहि अछि। मुदा एखन तँ नहि अछि आ तोरा करबाक छह जल्दीए। खएर एगो उपए छह एकरा कहुना कऽ दवाइ खिया-पिया कऽ शांत कऽ अमोलागाछी लऽ चलह। ओतय एहेने जरूरीबला बियाहक लड़िका-लड़िकी प्रतिदिन आबैत अछि आओर काली मंदिरमे बियाह होइत अछि। आइ एगो लड़िकी अवश्य आएल हेतीह। मुदा ओतए लेन-देनक कोनो गप नहि होइत अिछ। मंदिरक पुजारी दु-चारि बेर फोन हमरा प्रतिदिन करैत छथि।

घटकराज- बिलंब जुनि करह, नहि लड़िकी उठि जेतीह। ओना हम पुजारीकेँ फोन कऽ दैत छियन्हि जे हम लड़िका लऽ कऽ जल्दी आबि रहलहुँ अछि।

(घटकराज पुजारीकेँ फोन करैत छथि। एहि बीच सुभाष ललनकेँ दवाइ खिया- पिया कऽ शांत करैत छथि। मीराकेँ बजा कऽ ललनकेँ चिक्कन कपड़ा पहिराबैत छथि। पूर्ण तैयार भऽ कऽ सुभाश, ललन आ घटकराज अमोलागाछी जाए रहलाह अछ। किदु देर ओ सभ ओतए पहुँचि गेलाह। पर्दा हटैत अछ। काली पंदिरमे पुजारी श्री विनोद झा घंटी डालए पूजा करैत छथि। सुभाष, ललन ओ घटकराज माथ टेकि प्रणाम करैत छथि। विनोद झा उँ श्री काल्यै नम: मंत्र जपि रहल छथि। सुभाष तीनु आदमी कालीकेँ प्रणाम कऽ बैसैत छथि। दोसर कात लड़िकी अनुअंजना अपन माए-बापक संग बैसल छिथ। लड़िकीक बाप बलदेव महतो आओर माए मालती देवी छथिन्ह।)

बलदेव- पंडीजी, हमरा लोकनि कखनसँ बैसल छी?

विनोद- से हम की करब? लड़िका अएलाह एखन। बिना लड़िकहि बियाह होयतए।

मालती- पंडीजी, लड़िका ओतए छथि। की?

विनोद- हँ हँ, वएह होएताह छोट अहॉंक दमाद।

मालती- हनु अंजना बाउ, लड़िका तँ बड खाप-सूरत कच्छे निमन अछि। आओर समधि सेहो राज कुमाररहि जेकॉं छथि। यै अनु अंजना बाउ, एक गोट गप्प कहु।

बलदेव- कहु ने, की कहए चाहैत छी?

मालती- हमहुँ आइए समधिसँ बियाह कऽ लिअ।

बलदेव- हँ हँ हँ हँ, औगतहु नहि। जुलूम भऽ जाएत। हम कोना जीयब। एक्कोटा बकरीयो नहि अछि।

विनोद- आउ जजमान सभ। आबै जाइ जाउ आ मैया कालीक दरवारमे बैसै जाउ।

(एक कात लड़िकाबला, दोसर कात लड़िकीबला आ बीचमे पंडीजी बैसैत छथि। पंडीजी लड़िका-लड़िकीक हाथमे गंगा जल दैत छथिन्ह।)

पढ़ु- ओम अपवित्रो पवित्रो भव- 5

दुनू (ललन ओ अनु अंजना) ओम अपवित्रो पवित्रो भव- 5

विनोद- अपन-अपन देहकेँ सिद्ध कऽ लिय।

(ललन ओ अनुअंजना जल देहपर छीटि लैत छथि।)

पढ़ु- ओम श्री गणेशाय नम: -5

दुनू- ओम श्री गणेशय नम: -5

विनोद- ओम श्री काल्यै नम: -5

दुनू- ओम श्री काल्यै नम: -5

ललन- पंडीजी, बियाह कखन होएत, से मंत्र पढ़ुने।

विनोद- एखन कुम्हारम भए रहल अछि आओर बियाह रातिमे हएत।

बलदेव- पंडीजी, एना किएक यौ?

अनुअंजना- ठीके कहैत छथि लड़िका। एत्ते देरी कतउ बियाहमे होअए। हम बियाह नहि देखने छी की? एहेन-एहेन कतेको बियाह देखने छी आ कऽ कए छोड़ि देने छी।

(दुनू पक्ष एक-दोसरकेँ मुँह देखैत छथि।)

विनोद- अहाँ सभ औगतउ नहि। एिह दरबारमे सभ कलेश नष्ट भए जाइत अिछ। अहाँ माए कालीपर पूर्ण भरोसा राखू। पढ़ु अहाँ दुनू गोटे- गौरीशंकरभ्याम् नम: -5

दुनू- ओम गौरी शंकराभ्याम नम: -5

(दुनूकेँ सिन्दुरदान करए कहैत छथि पंडीजी।लड़िका-लड़िकीक मांगमे भुसना सेनुर दैत छथि। पंडीजी दुनूकेँ लठबंधन कराए काली देवीकेँ गोर लगबैत छथि। फेर सभ कियो गोर लागैत छथि। हल्लुक नश्ता-पानि होइत अछि।)

ललन- पंडीजी, आब हमरा लोकनि जा सकैत छी घर?

विनोद- हाँ हाँ हाँ हाँ, रूकु। सुभाष बाबू ओ बलदेब बाबू, पहिने दक्षिणा दिअ तहन जाएब।

सुभाष- कतेक पंडीजी?

विनोद- मात्र एक सए एक टाका।

बलदेव- हमरा कतेक लगतैक पंडीजी?

विनोद- अहाँकेँ मात्र एकावन टका।

(दुनू आदमी पंडीजीकेँ दक्षिणा देलनि आ आशीर्वाद लऽ कऽ अपन-अपन घर हेतु प्रस्थान। लड़िका-लड़िकी दुनू एक-दोसरक कन्हापर हाथ राखि कऽ शानसँ जा रहल छथि पाछु-पाछु)

पटाक्षेप

दृश्य पाँचिम क्रमश:

२.

सरोज 'खिलाडी'

नाटक- ललका कपड़ा

नेपालके पहिल मैथिली रेडियो नाटक संचालक

(पहिल दृश्य )

(रबिन्द्रबाबुके दलानपर बेटीवला आयल छैक अपन बेटीके विवाहके लेल बातचित चलावला । दलानपर रविन्द्रबाबु आ लिलाम्बरजी (बेटीबला) विवाहक बातचित चलारहल छथि ।)

रबिन्द्रबाबु __( समझबैत ) देखियौ अहाँ सँ सम्वन्ध करबाकेलेल हम एकदम तैयार छि । अहाँके घरमे हम अपन बेटाके सम्बन्ध करब यि त सपनोमे नै सोचने छलौ ।

लिलाम्बरजी __नै नै अपने यि कि कहल जाय छै । अपनेसँ हम कुटमैती करव यि त हमरालेल अहो भाग्य अछि । हम आय बहुत खुश छि ।

रबिन्द्रजी __मुद्दा एकटा बात ।

लिलाम्बरजी __( घवराति ) कोन बात ?

रबिन्द्रजी __हमर इच्छा अछि कि, आन विवाह स या कहि दोसर गाउँके विवाह स कनेक हटि क अपन बेटाके विवाह करी । ताकि लोको कहे कि हँ रबिन्द्रबाबु किछु नाँयापन देखिलखिनहँ अपन बेटाके विवाह स ।

लिलाम्बरजी कहलजाय न त केहन नयाँपन ?

रबिन्द्रबाबु देखियौ विवाह दानमे कतौ देवलेव नै होइछै मुदा अै विवाहमे हम अहँा देबलेव करु ।

लिलाम्बरजी देबलेब ? ( घबराक ) केहन देबलेब ?

रबिन्द्रबाबु ( मजाक क कऽ ) केहन देबलेब । किछ ददिअ, ५ छिटी मकै ददिअ । मरुवा ददिअ, धान ददिअ । जाय स सारा गाँउमे यि हल्ला चले कि, फलना गाँउमे फलनाके घरमे बिवाहमे धान,मकै मरुवा सन चिज लेलकैय ।

लिलाम्बरजी ( हसैत ) मकै, धान, मरुवा, ठिक छै कोनो बात नै, हम अहाँके देवाके लेल तैयार छि । चलु ओमहर जा कऽ बातचित करिछि ।

( दुनु आदमी उठिछथि आ आगा बढिछथि )

रबिन्द्रबाबु हमरा बिचारमे अैगला महिनामे विवाहके दिन राखलजाय ।

लिलाम्बरजी जी, हमरो बिचार सयाह अछि ।

( ओ सव बातचित करैत आगा बढतिछथि । रस्तामे एकटा घैला राखल रहैय । घैलामे कोनो राक्षसके मुहँ बनाओल रहिछै । रविन्द्रबाबु बातचित करबाके क्रममे वै घैलाके लात सँ मारिछथि आ वो घैला फुटिजाइछै । घैला फुटिते एकटा तुरुन्तके जन्मल मुद्दा आन बच्चा सँ फरक किसिमके बच्चा निकलैय आ जोर जोर सँ हाँस लगैय । हसैत हसैत वो बच्चा उडिजाइछै । आ जा क बैसैछै एकटा पहाड पर । )

नेपथ्यसँ : ( अहि प्रकार स गाउँ गाउँमे विवाहमे किछ ल कऽ विवाहके उत्सव मनेबाके चलन चल लागल । आ जन्मल ( बच्चाके अवाजमे ) दहेज १० )

( दृश्य २ )

( गाउँके दृश्य अछि । साँझके समय बस्ती स कनेक आगा खेत दिस ३ टा युवा मदिरा सेवन क कऽ एक दोसरके बातके काट पर भिरल छथि । )

युवा १ सुन हमरवात । हम ओहिना नै दारु पिलीयौव । अपना गाउँके खपटी बुढीया जे छौनै उ बुढीया चलैत चलैत गीरपरलैय । हमरा दाया लागिगेल आ जा कऽ ओक्रा हम उठादेलियौव वै के वाद ओ बुढीया हमरा कथि कहलक बुझल छौ ?

( युवा २ आ ३ ) ( एकवेर ) कथि ?

युवा १ धन्यबाद बौवा । जहिना तो हमरा उठादेलेहँ तहिना भगवान तोरोउठादेथुन । हमरा जे भगवान उठादेतै त हमर बाल बच्चाके के पोसि देतै ?

युवा २ तोहर दुख कोनो दुख नै छौ हमरा दुखके आगामे । सुन ह म कथिला मदिरा सेबन कैलियौव । हमरा घरमे एतेक मच्छर छौ । राइतमे जे हम सुतऽ जबौ, हमरा उ मच्छरसब एतेक माया करतौ, एतेक माया करतौ कि कि कहियौ । सव मच्छरसव मिलक ऽहमराउठाकऽ घरके खपरा छुवाबके प्रयाश करतौ ओमहर उडिससव मिलकऽ हमरा भितर स जोर स पकरने रहतौ । बलु नै लजायदेबौ । बातो ठिके है । मच्छर सब जे हमरा लजायत खपरा छुवाबला आ कहु उपर छोरिदेलक त हम त गेली हाबा खाय । देह हात टुटीजायत । धन्यवाद देइछी वै उडिससबके जे कमतीमे पकरने रहैय । राइतभैर अै मच्छर आ उडिसके लडाइ स तंग भऽक हम मदिरा सेबन कैलीयौव ।

युवा ३ तोहर दुनुके समस्या त किछ नै छौ हमरा सामनेमे ।

- घोडाके अवाज अवैत अछि । तखने एकटा युवक जोर जोर सँ बाजलगैय । भागु भागु दहेज आवीरहल अछि । हो काका हो भागा होउ गे दाइ गे भाग गेइ मँगलाके माइ गे भाग गेइ दहेज आबिरहल छौ । गाउँमे कुताके भूकनाइ तक बन्द । तखने राक्षस सन मनुष्य सबके घोडापर प्रवेश होइत अछि । १ टा राक्षस आगा आगा आ ६ ७ टा राक्षस पाछा पाछा घोडा सँ अबैत अछि )

दृश्य ३

(राक्षस पुरा गाउँ पर नजर फेरैत बजैय ।)

दहेज दहेजके अै गाउँमे अबिते कुताके भुकनाइ बन्द । सुन गँउवासब

तोरा सबके साइत हमरा नै समझाव परत कि, जे हमर बात नै मानै छै ओकर कि हाल होय छै । जखन हम सबके कहिदेने छियौ कि, अै गाँउमे, पुरा देशमे संसारमे यदि ककरो विवाह होतै त देवलेव होवहीके चाहि । वैके बाद सब स पहिले हमरा न्यौता परके चाहि, मुद्दा अै गाउके चलितरा हमरा अपन माउस खायके लेल नेयौता देलक । (बजबैत) हिरिङगा ।

( पाछा स घोडा पर बैसल एकटा राक्षस )

हिरिङगा भगवान ।

दहेज चलितराके घरमे जो ओकरा पिटैत निकाल ।

- हिरिङगा चलितरके पिटैत धकियबैत निकालै छै आ घरक लोक चलितरके छोडाबके लेल हात पैर जोरैत कनैत निकलैय )

हरिङगा ( दहेज स ) भगवान, सार आबके लेल माइन्ते नै छल ।

दहेज हिमऽऽ । किरे चलीतरा, बेटाके विवाह मंगनीएमे करैछे नइ ? हमरा न्यौता तकनै पठौले । ( घोडा पर सँ उतरैत घेटके तरबार स उठबैत )

दहेज : हरिङगा ।

हरिङगा जी भगवान ।

दहेज लाद एकरा घोडा पर आ लचल । आइ एकरे माउस आ मकैके भुटन चलतै ।

- घोडा पर लदैत ओकर घरक लोकके लात स मारैत घोडापर बैसैय हरिङगा )

दहेज __याद कले गउवाँसब, जे अपन बेटाके विवाह बिना दहेज के करबे तकर याह हाल हौतौ ।

- प्रस्थान )

( दृश्य ४ )

- नेपथ्यस __समय वितैत गेल । बहुतो मरल बहुतो बिलटल आ बहुतो बरवाद भेल दहेजके कारण । समय परिवर्तन होइतगेल ।)

- किछ युवा सब क्याम्पसके प्राङगनमे बैसकऽ छलफल करैत )

युवा १ __आखीरमे कहिया तक चलतै यि दहेजक मनोमानी । गाउँमे आबीकऽ ककरो पिटैछै, ककरो मारैछै, धमकबै छै दहेज लेबाके लेल । अहि दहेजके कारण कतेके बेटी कुमारी बैसल छै । कतेक आत्महत्या कलेलकै आ कतेक डूविकऽ मरिगेलै । आखीर हमअहाँसब नै भिरबै त यि अत्याचार दिनके दिन बढल जतै । एकरा रोक परलै ।

युवा २ __खाली विचार कैला सँ किछ नै हयात । हम त कहैछि चलु अखन आ सब केउ मिलकऽ वै दहेजके कपाड हात फोरि देइछि ।

युवा ३ __नै नै__। औगता क निर्णय नै कर ।

युवा २ __अरे भारमे जाए तोहर सल्लाह । ( युवा तर्फ ) रेइ चल अखन सारके कपार हात फोरिदेइछियै ।

- किछ युवासब युवा २ के साथमे पाछा पाछा जाइछथि )

(दृश्य ५)

- दहेज अपन अंगरक्षकके साथ पहाड पर थारमे माउस राखीक खाति रहैय )

दहेज –( हसैत ) चलितराके माउस बडि स्वादिष्ट छौ रौ ? बड निक माउस छौ आइके ।

- तखने युवा सबद्धारा दहेजपर आक्रमण होति अछि । एकटा युवा दहेजके चैला सँ १०–२० बेर कपारपर मारैछथि । मुद्दा दहेजके किछ नै होति अछि । दहेज हसैत रहैय । बल्कि दहेज २–३ टा युवाके पकैर कऽ मारि देइछै आ किछु युवा भागि जाति अछि ।

(दृश्य ६)

- फेर सँ किछु युवासबके जमघट बैसल अछि । )

युवा १ –वै राक्षसके कतबो मारलकैय कपारपर किछ नै भेलैया । हमरा बुझाइय मारला पिटला सँ यि दहेज हटवला नै छौ ।

युवा २ –मारला पिटला सँ कहादुन । रेइ ओकरा तरवार स मारलीयैय ५–६ बेर तैयौनै किछ भेलैय ।

युवा ३ –हमरा बुझाइय नै–त यि हटतै नैत कटतै नै त मरतै ।

युवा ४ –हमरा लंग एकटा उपाय छौ ।

( सब युवा सब एकेबेर ः)

युवा सब  कोन उपाय ?

- युवा ४ एकटा युवाके कानमे किछु कहैछथि अछि प्रकार सँ सबके सब एकदोसरके कानमे किछ कहैछथि )

(द्रुश्य ७)

- एकटा युवा दहेजके पहाडपरजाकऽ कनिका दुरे सँ दहेजके अकेले अकेले फर्चियाबके लेल  धम्की देइछथि । बाकी १० १२ टा युवा नुकायल ढुक्का लागल रहैछथि ।)

युवा  रेइ दहेज रे मर्दाबाके बेटा छे त आ अकेले अकेले फर्चियाले । रे दहेज लेइछे काहाँदुन । माइ करे कुटाओन पिसाओन पुतके नाम दुर्गादत । कोढीया । आ एकले देखैछियौ कतेक मायके दुध पिने छे । ३२ सो दात नै तोरिकऽ हातमे धरादेलियौ त देखिहे ।

(दृश्य ८)

- दहेज गरम लोहाजका लाल भऽक सबटा अंगरक्षक राक्षसके आदेश देइछथि । )

दहेज  हम ऐकरा माइर कऽ अवैछि । तोसब अहि ठाम रह ।

- दहेज अकेले दौरैछथि युवाके मारला । युवा भगैत भगैत कनेका दुर लजाइत अछि । तखने १० १२ टा युवा आर्दश विवाह लिखल बरका लाल बैनर लऽक अबैय । दहेजके ओ बैनेर देखेत होस उडी जाइछै । दहेजक अंगरक्षकसब हमला करैछथि युवासबपर मुद्दा युवासब केउ अपना जेवी सँ रुमाल निकालैछथि त केउ सर्ट खोली कऽ गंजी मात्र पहिरकऽठारह भजाइछथि । तहिना केउ बैनर पकरने रहैय । गंजी आ रुमालपर आर्दश विवाह लिखल रहैछै । ओ देख देख कऽ सब राक्षस सब केउ घेट पकैरक त केउ तलमला तलमलाकऽ चिच्चा चिच्चा कऽ मैर जाति अछि । दहेज भागऽ लगैये पहाडदिस । सबयुवासब दहेजके खेहार लगैय । खेहारैत खेहारैत दहेजके पकैर कऽ अर्दश विवाह लिखल ललका कपडा सँ दहेजके झापी देइछै ।

आ ललका पकडाके हटैलाके बाद ओहि ठाम छाउर मात्र रहैछै ।  जाहिके देख कऽ युवासबके मुखपर मुस्कान आविजाइछै । ओसब आर्दश  विवाहके ललका कपडा लऽक अगा बढैत फ्रिज भजाइछै ।

१. बेचन ठाकुर,नाटक-'छीनरदेवी'२. राधा कान्त मंडल 'रमण'-कने हमहूँ पढ़व

बेचन ठाकुर , चनौरा गंज, मधुबनी, बिहार।

'छीनरदेवी'बेचन ठाकुरक-

बेचन ठाकुर
(चनौरा गंज)
दृश्य तेसर

(स्थान-सुभाष ठाकुरक घर। दुनू परानी ललनक विषएमे गप-सप करैत छथि।)
मीरा- यै ललनक बाबू, हमर विचार अछि जे आब ललनकेँ कोनो बढ़ियाँ धाइमसँ देखाए दियौक।
सुभाष- यै ललनक माए, रातिमे अपन घरक गोसांइ काली बंदी हमरा सप्पन देलनि जे बौआकेँ कोनो चिक्कन धाइमसँ देखा। हम पुछलियनि जे के चिक्कन धाइम छथि तऽ ओ कहलनि जे खोपामे रोडक कातमे परवतिया कोइर नामक एकटा धाइम छथि, ओ एकदम सिद्ध धाइम छथि आ ओ जे किछु कहैत छथि से उचितो मे उचित। ओतए तोरा मोनक भ्रम दूर भऽ जेतौक।
मीरा- ललन बाउ, घरक गोसांइ बड़ पैघ होइत छथिन्ह हुनक कहल नहि करबनि तँ किनक कहल करबनि।
सुभाष- हँ हँ हुनक कहल करबाके अछि! ललन, ललन, बौआ ललन।
(ललनक प्रवेश। ललन बताहक अवस्थामे छथि।)
ललन- हमरा तों बौआ किएक कहैत छह? हम तोहर बौआ नहि छियह। हम तोहर नाना छियह। आइसँ तों हमरा नाना कहह।
सुभाष- ललन नाना, हमरा सङे चलू एकठाम मेला देखै लए। मएओ जेतीह।

ललन- हम पएरहि नहि जेबह। हम कनहापर जेबह।

सुभाष- चलह ने, बेसी कनहेपर चलिह आ कने-मने पएरो।

ललन- बेस चलह। हमरा ओतए रसगुल्ला, लाय मुरही, झिल्ली किनि दिह। बगियो कीनि दिह।

मीरा- चल ने, सबटा कीनि देबौक।

(सुभाष, मीरा ओ ललन जा रहलाह अछि परबतिया कोइर ओहिठाम। परबतिया गहबरमे बैसल छथि! मृदंग बाजि रहल अछि। किछए कालमे परबतियाक देहपर काली बंदी सवार भऽ जाइत छथिन्ह। मृदंग बजनाइ बन्द भऽ जाइत अछि)

परबतिया- होऽऽऽ बोल जय गंगा। बोल जय गंगा। काली बंदी छियह हम। बोल जय गंगा। बाजह, के कहाली छह? बोल जय गंगा। जल्दी लग आबह। बोल जय गंगा जल्दी आबह। हमरा जेबाक छह बाबा धाम। फेर गंगोकेँ देखनाइ अछि।

(तीनू परानी लग जाइत छथि। ललन देह-हाथ पटकि रहल अछि। मूरी हिलाए रहल अछि। भगत पीड़ि परसँ माटि लऽ कऽ ललनक देहपर फेंकलथि। ललन शांत भऽ जाइत अछि। भगत ललनक माथक पूरा पकड़ैत छथि।)

परबतिया- हओ बाबू, एकरा केलहा नहि छह। जे कियो तोरा कहैत छह जे एकरा केलहा अछि से तोहर कट्टर दुश्मन छियह। तोरा दुनू दियादमे झगड़ा लगाबए चाहैत छह। बोल जय गंगा। काली बंदी छियह। हओ बाबू ओ तोरासँ ऊपरे ऊपर मुँह धएने रहैत छह। ओ आस्तीनक साँप छियह। हओ बाबू तोड़ै लऽ सब चाहैत अछि मुदा, जोड़ै लऽ कियो नहि। बोल जय गंगा। ओ बड़का धुर्त्त छह, मचण्ड छह।

सुभाष- सरकार, हमरा बहुते लोक कहलक जे अहाँक छोटकी भाबो पहुँचल फकीर अछि। ओकरहि ई कारामात छी।

परबतिया- बोल जय गंगा। हओ बाबू, कने तोहुँ सोचहक, अकल लगाबहक जे जदि डाइनकेँ एतेक पावर रहितैक तँ ओ अपन विद्यासँ सौंसे दुनियाँपर शासन करैत रहितैक। राष्ट्रपति, प्रधानमंत्री, मुख्य मंत्री, एस.डी.ओ., कलक्टर, थाना-पुलिस बैंक सभटा वएह रहितैक ने। बोल जय गंगा। हओ बाबू, डायनपर विश्वास केनाइ खाटी अंध विश्वास छी। ई मोनक भ्रम छी। ई मोनक शंका छी। बोल जय गंगा। हओ बाबू, अगर शंकाबला आदमी केकरो हँसैत देखि लेलक तँ ओकरो होइत छैक जे ओ हमरेपर हँसल। तें हम यएह कहबह जे तों नीक लोक लागैत छह, एहि भ्रममे नहि पड़ह। नहि जौं पड़लह तँ सत्यानाश भऽ जेतह। हम तोरहि घर गोसांइ काली बंदी बाजैत छियह। बोल जय गंगा। हओ बाबू, आब हमरा देरी भऽ रहल छह, हमर विमान ऊपरमे लागल छह।

मीरा- सरकार, ई ठीक कोना होएत, से उपए बता दथुन्ह न? ई एना किएक करैत अछि?

परबतिया- बोल जय गंगा। हओ बाबू, एहि छौंड़ाकेँ छीनर देवी लागलि छह।

सुभाष- छीनरदेवी हटत कोना?

परबतिया- हँ हटत, नहि किएक हटत? जल्दी तों एकर बिआह केहनो लड़कीसँ करह। सभ ठीक भऽ जेतह। आओरो कोनो कष्ट छह?

सुभाष- नहि सरकार, जदि अपने सहाय रहबैक तँ कोनो कष्ट नहि होएतैक।

मीरा- सरकार, कने विभूति दए दिअ।

(परबतिया मीराकेँ विभूति देलनि।)
परबतिया- बोल जय गंगा। बोल जय गंगा। बोल जय गंगा। आब हम जाइ छियह। बाबा धाम।
(कहैत कहैत काली बंदी चलि जाइत छथि।)
सुभाष- सरकार, अपनेक दक्षिणा?
परबतिया- पाँच टका मात्र।
सुभाष- सरकार एतबै?
परबतिया- हँ पाँचहि टका मात्र। उहो गहबरमे प्रसाद चढ़ाबए लेल। हमरा गहबरमे ठकै फुसलबै बला काज नहि होइत अछि। हमरा गहबरमे कलयाणक आ संतोषक गप होइत अछि। शंका वा भ्रम बढ़ाबए बला नहि, पूर्णतः हटाबए बला गप होइत अछि आब अपने सभ जाउ। एकर बिआह जल्दी करु, छीनरदेवी भागि जाएत।
(तीनू परानी माथा टेक कऽ प्रणाम करैत छथि आ आर्शीवाद लऽ कऽ प्रस्थान करैत छथि।)
पटाक्षेप
दृश्य चारिम क्रमशः

2.



राधा कान्त मंडल 'रमण'
जन्म- 01 03 1978
पिता- श्री तुरन्त लाल मण्डल
गाम- धबौली, लौकही
भाया- निर्मली
जिला-मधुबनी
षिक्षा- स्नातक

मैथिली एकांकी

कने हमहूँ पढ़व

पात्र परिचय

1. धनिकलाल पंचाइतक मुखियाजी छथि।
2. चम्पत लाल मुंशी मुखियाजीकेँ
3. दुखना गरीव व्यक्ति
4. दुखनी “ ”
5. अमर “ ”
6. रीता “ ”

प्रथम दृश्य

(दुखना दुखनी अपन घरमे जीवनकेँ पलक घड़ी दुखसँ वितबैत छलै जेकरा एक सांझक भोजनपर आफद छल। ई बात अपनामे विचार करैत दुखना आ दुखनीक प्रवेश होइत अछि। दुखनी आंगन घरक काज करैत छलि आ मने-मन विचारैत छल जे हे भगवान आइ हम आ हमर धिया पुता खाएत की तहि बीचमे दुखनाक प्रवेश)

दुखना- सुनै छहक ने?

दुखनी- अहाँ बाजू ने की भेल हैँ?

दुखना- आइ बच्चा सभ की खतौ घरमे किछो छौ कि नाइ, हम तू तँ भूख मेटा लेव आ बच्चा कोना रहतौ।

(अमरकेँ प्रवेश)
अमर- बाबू बाबू हमरा भूख लागल अछि माए भनस कहाँ करै छै?

दुखनी- (अमरकेँ कोरामे लैत भगवानकेँ तरफ देखि कऽ छनि) हे भगवान हम तँ नोर पी कऽ अपन जीवन बीता रहल छी आ ई बच्चा कोना जीयत? (दुखनी यएह बजैत सोचमे डूबि जाइत अछि।)

दोसर दृश्य

(मुखिया जी आ हुनक मुंशीकेँ संग बात चीत)

धनिक लाल- (मुंशीकेँ इशारा करैत) हे रौ हे रौ मुंशिया से कतेक दिन भऽ गेलौ बही खाताकेँ लेखा जोखा, बही खाता ठीक छौ की ने।

चम्पतलाल- (डराइत बाजल चम्पतलाल मुंशी बाजल) जी ......जी मुखिया जी, ठीके -ठाक छै।

धनिकलाल- हेरौ आय कालि तँ लेन-देनक कार-बार भऽ रहल छै किने।

दुखनाक प्रवेश

दुखना- (मुखिया जीक पएरपर गीर पडैत अछि।) मालिक भऽ....भगवान हमर......।

(परएपर सँ दुखनाकेँ उठबैत मुखियाजी)

मुखिया- रै दुखन बाज तोरा की भेलौ जे तू एतै व्यग्र छे।

दुखना- मुखिजी हमरा घरवालीकेँ बहुत जोर मन खराप भऽ गेलै से अपने लँग दोगल एलौंहेँ घरमे फूटल कौड़ीओ नै छै जे इलाज करबै लऽ जेबे हम अहा पास रुपैआ ले ऐलौं हेन।

मुखियाजी- बाज तोरा कतेक टाकाक जरुरी छौ?

दुखना- पा..... पाँच सौ रुपैआ।

मुखियाजी- (मुंशी तरफ इशारा करैत) हे रौ मुंशीया तिजोरीसँ पाँच सौ टाका दुखनकेँ दही आ सुन ओकरा सँ वापसीक एग्रीमेट करबाले बुझलेँ की नै।

मुंशी- (रुपैआ दैत) ले रौ दुखना ई टाका ले आ हमरा सादा वहीपर एग्रीमेट कर।

दुखन- (औठामे निशान लगबैत) ई मालिक कतए कऽ देव, आइ अहीं हमर भगवान छी।

(दुखनकेँ प्रस्थान)

मुंशी- दुखनसँ सुन अगर ई टाका तों समएपर नहि देबही तँ तोरा टाकाक व्याजक ब्याज लगतौ आ सब

गिरबी रखऽ पड़तौ से सुनि ले।

मुखियाजी- कतेक दिनक बाद ई एकट मोकिर धरैलो हैं।

मुंशीजी- मऽ ... मालिक वहीपर दुखनक नाम कतेक मारबै?

मुखियाजी- (तमसाइत बजलाह) रौ मुऽऽ........मुंशीया तोरा हमर छाली घी मठ्ठा खा कऽ बुद्धिये ने तँ मोटा गेलौ।

मुंशी- (कपैत बाजलाह) जी......जी हुजूर हम आब बुझि गेलौं, जे...... जे पाँच हजारमे जेतै न मुऽऽ....मुखिया जी।

मुखियाजी- (हँसैत) ई भेलौ ने एकटा मुंशीया बुद्धि ई तँ बुझि जे हमरा अन्नक असर।

तेसर दृश्य- क्रमशः



प्रेमशंकर सिंह: ग्राम+पोस्ट- जोगियारा, थाना- जाले, जिला- दरभंगा।मौलिक मैथिली: १.मैथिली नाटक ओ रंगमंच,मैथिली अकादमी, पटना, १९७८ २.मैथिली नाटक परिचय, मैथिली अकादमी, पटना, १९८१ ३.पुरुषार्थ ओ विद्यापति, ऋचा प्रकाशन, भागलपुर, १९८६ ४.मिथिलाक विभूति जीवन झा, मैथिली अकादमी, पटना, १९८७५.नाट्यान्वाचय, शेखर प्रकाशन, पटना २००२ ६.आधुनिक मैथिली साहित्यमे हास्य-व्यंग्य, मैथिली अकादमी, पटना, २००४ ७.प्रपाणिका, कर्णगोष्ठी, कोलकाता २००५, ८.ईक्षण, ऋचा प्रकाशन भागलपुर २००८ ९.युगसंधिक प्रतिमान, ऋचा प्रकाशन, भागलपुर २००८ १०.चेतना समिति ओ नाट्यमंच, चेतना समिति, पटना २००८। २००९ ई.-श्री प्रेमशंकर सिंह, जोगियारा, दरभंगा यात्री-चेतना पुरस्कार।

**चेतना समिति ओ नाट्यमंच**

सांस्कृतिक, साहित्यिक आ कलाक मुख्य केन्द्र रहल अछि बिहारक प्रशासनिक राजधानी पटना। जीवकोपार्जनार्थ मिथिलांचलवासी प्रचुर परिमाणमे एहि महानगरमे निवास करैत छथि। मैथिली भाषा-भाषीक एतेक विशाल जनसंख्या वाला महानगरक मातृभाषानुरागी लोकनिक सत्प्रयाससँ अपन भाषा आ साहित्य ओ रंगमंचक विकासमे महत्वपूर्ण भूमिका निर्वाह कयलक समानार्थी अछि, कारण एहि क्षेत्रमे जे किछु अवदान अछि ओ पटना आ चेतना समितिक योगदान एकहि बात थिक। आब ई प्रयोजनीय भ' गेल अछि जे जनमानस ओहि अवदानकेँ जानय आ जँ महत्वपूर्ण अछि तँ ओकर मुक्त कण्ठे प्रशंसा क' कए ओकरा स्वीकार करय। रंगमंचक क्षेत्रमे चेतना समितिक नाट्यमंचक अवदानक पूर्ण मिथिलाञ्चल एवं मिथिलेत्तार क्षेत्रक अवदानसँ परिचित होयबाक हेतु प्रेमशंकर सिंह (1942)क मैथिली नाटकक ओ रंगमंच (1978), मैथिली नाटकक परिचय (1981), जीवन झा (1987), नाट्यान्वाचय (2002)क एवं चेतना समिति ओ नाट्यमंच (2008)क अवलोकन कयल जा सकैछ।

ई निर्विवाद सत्य थिक जे मिथिलाञ्चल आ मिथिलेत्तर क्षेत्रमे मैथिली रंगमंचक शौकिया रंगमंचक संख्या अत्यन्त सीमित अछि। यद्यपि बीसम शताब्दीक तृतीय, चतुर्थ आ पंचम दशकमे समग्र भारतीय स्वतंत्रता-संग्राममे संलिप्त रहला, जाहि कारणेँ नाटकक सदृश समवेदक कलात्मक सृजन विकसित नहि भ' पौलक, तथापि यत्र-तत्र पौराणिक, ऐतिहासिक तथा सामाजिक नाटकक मंचन होइत रहल। एहन प्रस्तुतिक मूल उद्देश्य छलैक राष्ट्र आ समाजक समक्ष एक उच्च कोटिक आदर्श प्रस्तुत करब। एहन शौकिया रंगमंच अत्यल्प संख्यामे समाजक संग जुड़ल आ एहिसँ आगाँ बढ़ि क' ओ ने तँ जीवनक अभिन्न अंगे बनि सकल आ ने सांस्कृतिक, साहित्यिक एवं कलात्मक विकासक माध्यमे।

स्वतंत्रात्मक पश्चात् व्यक्ति-व्यक्तिक दृष्टिकोणमे परिवर्त्तन भेलैक आ समाजमे सांस्कृतिक साहित्यिक एवं कलात्मक विकासक अवरुद्ध द्वार खुजि गेलैक। स्वाधीनोत्तर युगमे सांस्कृतिक, साहित्यिक एवं कलात्मक स्थितिक यथार्थ चित्रण जानबाक, बुझबाक आवश्यकता महसूस भेलैक समाज एवं जनमानसकेँ। सामान्य जनमानसक सुख-दु:ख, आशा-निराशा, कुण्ठा संत्रास, असन्तोष, क्षोभ, क्रोध एवं जीजिविषाकेँ वाणी देबाक हेतु नाटकककारक अन्तर उद्वेलित भेलनि आ एहि दिशामे सोझे-सोझ स्थितिक वर्णन करबाक हेतु नाटकक आश्रय लेलनि । शनै:-शनै: रंगमंच सामाजिक जीवनक सन्निकट अबैत गेल आ वर्त्तमान स्थितिमे तँ ओ एक अभिवाज्य अंग बनि गेल अछि। एकर परिणाम एतबे नहि भेलैक जे शौकियाक संगहि-संग अर्द्ध व्यावसायिक वा व्यावसायिक स्तरपर जनमानस रंगमंचक महत्वकेँ स्वीकारलक। एहिमे सबसँ क्रान्तिकारी परिवर्त्तन भेल जे महिला समुदाय एहिमे अपन सहभागिता देब प्रारम्भ कयलनि। हुनका सभक सक्रिय सहभागिताक फलस्वरूप शनै:-शनै: ई मानव जीवनक अविभाज्य अंग बनय लागल, किन्तु अत्यन्त दुर्भाग्य पूर्ण स्थिति थिक जे मिथिलाञ्चल वा मिथिलेत्तर क्षेत्रमे अद्यापि व्यावसायिक रंगमंचक प्रादुर्भावे नहि भेलैक।

पटना सदृश महानगरमे चेतना समितिक तत्वावधानमे नाट्यभिनयक यात्राक शुभारम्भ भेलैक तकरे फलस्वरूप नाट्यमंचनक परम्पराक सूत्रपात भेलैक जाहिमे गृहिणी महिला वर्गक सहभागितासँ एकर प्राणमे नव स्पन्दन भरलक जे अनुर्वर छल। चेतना समितिक स्थापनोपरान्त सांस्कृतिक गतिविधिक संगहि-संग रंगमंचक क्षेत्रमे नवजागरणक संचार भेलैक सन् 1954 ई. सँ। किन्तु आम्भिक कालमे अनवरत एकाँकीक मंचन होइत जकर

विवरण आगाँ प्रस्तुत कयल जायत, मुदा सन् 1973 ई. सँ अद्यपर्यन्त एकांकी वा नाटकक मंचन होइत आबि रहल अछि। भारतीय गणतंन्त्रमे एहन कोनो महानगर, नगर आ कस्बा नहि अछि जतय नियमित रूपसँ नाट्य-प्रस्तुति नहि होइत अछि, किन्तु नाट्यमंच अपन प्रस्तुतिसँ एकरा मूर्त्त रूप प्रदान करबामे सक्षम सिद्ध भेल अछि।

चेतना समितिक तत्वावधानमे आयोजित विद्यापति पर्वक प्रति शनै:-शनै: जनमानसमे एक प्रबल ज्वारक उद्धावना होइेत देखि एकर कार्यकारिणी समितिक अघ्यक्ष दिवाकर झा (1914-1997) एवं सचिव जटाशंकर दास (1923-2006) अनुभव कयलनि जे ई संस्था मात्र साहित्यिक गतिविधिपर केन्द्रित नहि रहय, प्रत्युत एकरामे अत्यधिक गतिशीलता अनबाक हेतु आ ओहन जनमानसक संग।जोड़बाक प्रयोजन बुझलनि जकरा हेतु मनोरंजनक किछु एहन कार्यक्रम सुनिश्चित कयल जाय जे अधिकाधिक संख्यामे जन्मानस एहि आयोजनमे सहभागी बनि सकथि तथा एकर क्रिया-कलापमे अपन उपस्थिति दर्ज करा सकथि। एहि सोचकेँ क्रिया रूप देबाक निमित कार्यकारिणी समिति एक उपसमितिक गठन कयलक जाहिमे बाबू लक्ष्मीपति सिंह (1907-1979), आनन्द मिश्र (1924-2006), गोपाल जी झा गोपेश (1931-2007) एवं कामेश्वर झाकेँ ई भार देल गेलनि जे एकरा कोना क्रियान्वित कयल जाय ताहि प्रसंगमे अपन ठोस विचार कार्यकारिणी समितिक समक्ष प्रस्तुत करथि। उपसमितिक सदस्य लोकनि एक स्वरेँ अपन विचार कार्यकारिणीक समक्ष प्रस्तुत कयलनि जे मिथिलांचलक गौरव-गरिमाक पुनर्राख्यान आ नाट्य साहित्यिक पुरातन परम्पराकेँ पुनरूजीवित करबाक हेतु एहि मंचसँ नाट्यभिनयक परम्पराक शुभारम्भ कलय जाय। उपसमितिक विचारसँ सहसत भ' कार्यकारिणी समिति जनमानसक हृदयमे मातृभाषानुरागकेँ जागृत करबाक निमित नाट्योजनक प्रयोजनीयताक आवश्यकता अनुभव कयलक तथा एकरा क्रियान्वित करबाक दिशामे प्रयासरत भेल।

समिति अपन प्रयोगवस्थामे नाट्ययोजनक शुभारम्भ नाटकसँ नहि क' कए एकांकीसँ करबाक निश्चय कयलक, कारण ओहि समय मैथिलीमे अभिनयोपयोगी नाटकक सर्वथा अभाव छलैक आ एकहि नाटकककेँ बारम्बार अभिनीत करब समुचित नहि बुझलक उपसमितिक स्दस्य लोकनि अभिनयोपयोगी एकांकीक अन्वेषण करब प्रारम्भ कयलनि। अभिनयोपयोगी एंकाकीक हेतु मैथिलीक वरेण्य साहित्य-मनीषी लोकनिक संग सम्पर्क साधल गेल। एहि दिशामे उपसमितिकेँ सफलता भेटलैक जे समकालीन मैथिली साहित्यपर अपन अमिट छाप छोड़ निहार बहुविधावादी रचनाकार हरिमोहन झा (1908-1989) सँ सम्पर्क साधल गेल आ हुनकासँ अनुरोध कयल गेल जे एक एहन एकांकी अभिनेयार्थ समितिकेँ उपलब्ध कराबथि जाहिमे मिथिलाक विद्या-वेदायन्ताक गौरवगाथाक उल्लेख हो। ओ समितिक एहि आग्रहकेँ स्वीकार क' मण्डन मिश्र (1958) एकांकीक रचना क' कए ओकर पाण्डुलिपि समितिक तत्कालीन पदाधिकारी लोकनिकेँ उपलब्ध करौलथिन जे मिथिलाक अतीतकेँ उद्घाषित करैछ जाहिसँ जनमासन रचित भ' सकथि।

अभिनयोपयुक्त एकांकीक पाण्डुलिपि उपलब्ध भेलाक पश्चात् समितिक पदाधिकारी लोकनि अत्यधिक उत्साहित भ' निर्णय लेलनि जे अद्यापि मैथिली रंगमंचपर महिला अभिनेत्रीक भूमिकामे मिथिलाञ्चल वा मिथिलेत्तर क्षेत्रमे पुरुष अभिनेतहि द्वारा अभिनेत्रीक भूमिकाक निष्पादन कराओल जाइत छल, ताहि परम्पराकेँ खण्डित करबाक दिशामे समिति सोचब प्रारम्भ कयलक। ई अनुभव कयल जाय लागल जँ महिला कलाकार उपलब्ध भ' जाथि तँ नाट्य मंचन विशेष स्वाभाविक भ' जायत। मुदा ई एक जटिल समस्या छल। महिला कलाकार औतीह

